*A Collection of first-ever Maithili digital-manuscript Stories by Sh. Jagdish Prasad Mandal, Photographed and edited by Sh. Umesh Mandl.*

मैथिलीक पहिल कथा पाण्डुलिपि-छाया संस्करण

# दुध-पानि फराक फराक

𑒠𑒳𑒡-𑒣𑒰𑒢𑒱 𑒤𑒩𑒰𑒏 𑒤𑒩𑒰𑒏

कथा एवम् पाण्डुलिपि : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल



पलल्वी प्रकाशन

छाया एवम् सम्पादन/सङ्कलन : उमेश मण्डल

दुध-पानि फराक फराक/कथा-पाण्डुलिपि-छाया सङ्कलन

सं. उमेश मण्डल



# दुध-पानि फराक फराक

(मैथिलीक पहिल कथा पाण्डुलिपि-छाया पोथी)

कथा एवम् पाण्डुलिपि : जगदीश प्रसाद मण्डल

छाया एवम् सम्पादन/संकलन : उमेश मण्डल



पल्लवी प्रकाशन

निर्मली

**ISBN :** 978-93-88421-89-8

**दाम :** 500/- (भा. रू.)

**पहिल संस्करण :** 2018

**प्रकाशक : पल्लवी प्रकाशन**
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग
वार्ड नं. 06, निर्मली
जिला- सुपौल, बिहार : 847452

**वेबसाइट :** http://pallavipublication.blogspot.com
**ई-मेल :** pallavi.publication.nirmali@gmail.com
**मोबाइल :** 8539043668, 9931654742

**प्रिन्ट :** मानव आर्ट, निर्मली (सुपौल)
**आवरण :** श्रीमती पुनम मण्डल, निर्मली (सुपौल) बिहार : 847452

**DUDH-PAIN PHARAK PHARAK**

*A Collection of first-ever Maithili digital-manuscript Stories by Sh. Jagdish Prasad Mandal, Photographed and edited by Sh. Umesh Mandl.*

# कथाक सत्तैर-

# पोथीक मादे

सगर राति दीप जरय'क शातांक आयोजनक माहौल रहने एकाएक मन बनल, मन बनल माने विचार एलापर, जे पाण्डुलिपिक छाया-पोथी संस्करण एबक चाही। ओना, जहियासँ टंकन/सम्पादन/प्रकाशन कार्य आरम्भ केलौं तहियेसँ सभ पाण्डुलिपिक छाया प्रतिकेँ संजोगि-संजोगि रखैत एलौं हेन। एक बेर किछु पोथीक लोकार्पण सिडीमे सेहो करेने रही। मुदा वर्त्तमानमे मित्र नवरत्न वेंगानीजीक विचार भेलैन जे पाण्डुलिपिक छाया-पोथी संस्करण हेबक चाही, माने एकटा आरो पोथी विमोचन हेतु 'सगर राति दीप जरय'क शातांक समारोहमे बढ़ि जाएत। ओना, आयोजनमे मात्र दू दिन समय बँचल अछि, तथापि काजमे हाथ लगा देलौं। छाया-चित्र तैयार रहबे करए, मुदा एकर महत्वपर अपन नजैर नइ गेल छल। गजेन्द्र सर (श्री गजेन्द्र ठाकुर)केँ पुछलयैन। ओहो कहला जे सम्हरैए तँ जरूर कएल जाए, ई एक नव कार्य होएत, तेतबे नहि कथा विधामे सम्पूर्ण पोथी ऐ रूपमे अपना ऐठाम पहिल होएत।

बहुत उत्साहित भऽ कऽ ई पोथी अपने लोकनिक हाथमे दऽ रहल छी। उत्साह एतेक जे समरोहक अफरा-तफरीक बावजूदो मात्र दू दिनमे ऐ कार्यकेँ, नव कार्यकेँ करैत अपने लोकनिक सेवामे समर्पित कए रहल छी।

**उमेश मण्डल**

**मो: 6200635563**

निर्मली (सुपौल)

20.12.2018

कथा – अप्पन गाम – पृ०-१

अट्ठाइस (अठाइस) बर्ख ~~नोकरी~~ बंगलोर में नोकरी केला पश्चात
शुभलाल भाएक मन (जीह) ऐना उचौट गेलनि जे एको
क्षण रहब पहाड़ जेँका बुझि ~~पड़लनि~~ पड़ानि (पड़ैत)। सात
दिन सँ एहेन विचार मन में एलैन आ दिनो-दिन असाध्य रोगक
रोगी जेँका विचार मे मजबुती अबैत गेलनि आ रहैक
विचार (बंगलोर में) मे उड़-बिड़ी लगौ लगलैन। ऑफिस
जाइ सँ पुर्वे डेरे पर मन मे आबि गेलैन जे काल्हि
गाम लै विदा भ' जाएब। बिड़हाएल मने शुभ
लाल भाए ऑफिस विदा भेला। रास्ता भरि यैह मन मे उठ-
बैठैत रहलैन जे आइ वोलनटरी रिटायरमेंटक
लै आवेदन दइये देब। मात्र अढ़ाई बर्खे नोकरी शेष
अछि तैं बीच मे कोनो तरहक बाधा नहिये हएत। ओढ़ना पाँचा बरखे पुर्वे तक मने-मन ~~विचारि~~
अधिकार ओढ़ने। विचारलीन जे केकरो पुछबै तखन ने ओ कुश-कुशा
पाछा रंग-बिरंगक विचार द' द' मनाहियो करत। नीक केलौं
जे आबन तक ने पत्नीयेलग बजलौं ~~छेन~~ आ ने दुनू
बेटेक कान मे देलौं हेन।

ऑफिसक रंग-रुप जेना शुभलाल भाए कैँ जेना बदरंग
बुझि पड़ैत रहनि। जे ऑफिस कहियो शुभलाल भाए कैँ कातिकक
लक्ष्मी-गणेशक पुजनोत्सव जेँका लगौ छलनि ओहए ऑफिस
आइ उजड़ल-उपटल ओहन विरान लगौ लगलैन जेना कोनो
देश कोनो देश कैँ उजाड़ि-उपारि बेनगन कौ-ए। ऑफिस
बीच के नव-पुरान संगी सब रहनि (रहैन) तिनको सबहक
चेहरा बदरंगे बुझि पड़ैत रहैन। जहिना परिवार मे
पत्नीक संग वा बेटाक संग कोनो विचार मे विभेद
अबिते चेहराक सूरत मे बदरंगी अबै लगौ-ए आ
बढ़ैत-बढ़ैत एते बढ़ियो जाइ-ए जे एक-दोसरक
हत्यारा सेहो बनियो जाइ-ए। ऐना करब जे एहेन
परिवेश कैँ रोकलौ त जा सकिते अछि, हँ, रोकल जा
सकै-ए मुदा परिवेश कैँ रोकै सँ पहिने ओकर पाबशता संग परबरिस कैँ सेहो
बुझै पड़त। खैर जे अछि,
शुभलाल भाए अप्पन टेबुलक कुरसी पर बैसि आगू

पृ०-२

~~सोझे अधिक डेरा दूर आगि गेला~~।
डेरा दिश कदम बढ़ौलनि।

कार्यालयक (ऑफिसक) अंतिम गेट (फाटक) लग पहुँचते जहिना भकुआएल कें भक्क टुटने नजैर बदैल जाइ-छै, जहिना दिशांस लगलाहा कें दिशांस छुटिते बदलल-बदलल दुनिया देख पड़ै लगै छै, तहिना शुभलाल भाए कें भेलनि। जिनगीक एकटा ओहन बान्ह तोड़ैक सीमा पर पहुँच गेल छी; जेहन एक दिशि स्वतंत्र जिनगीक प्रखर ज्योतिक प्रखरता पसरल अछि तँ दोसर दिशि मनुष्यक जिनगीक गुलामीक मारीपनक कालिमा पसरल अछि। दुनूक अपन दुनिया छै, जइमे दोहरी सब किछु छै। संकल्प सेहो छै, विकल्प सेहो छै। संकल्पवान सेहो छथि आ विकल्पवान तँ छइहे।

गेटक सीमा टपिते शुभलाल भाएक मन मे उठलैन अप्पन गाम। दुनियाँक बीच जते मानवक संग आनो-आनो जीव-जन्तु अछि ओकरो तँ अपन-अपन देशो छै ओहिना आनो भेषो छै अपन दुनियो छै, अपन मनियो छै अपन मनियाक ओहिना कनियो-सुकन्यो छै आ दुरकनियो तँ छइहे। कन्या-सुकन्या मन मे अबिते जेना कोनो फूलक गाछ मे फूलक कोढ़ीक आगमन होइते फूलक आशा-पूरक आगमन होइ छै, ~~अहिना भऽ जाइ-ए~~ तहिना शुभलाल भाए कें सेहो अपन गामक आशाक फूलक कोढ़ी जकाँ अपन कोढ़ बिहुँसलैन। बिहुँसते मन गवाही देत कहै लगलैन, जे गाम-गाम, मिथिलाक धाम छी, तखन जँ मिथिलाक गाम कें छोड़ि देता आ तखन ऐहेन जिबठगर मन गामेक सँ जे सोहरियै-समदाउन सुनबै, कतौ वा कोनो कता तेइ सँ कते-दूर तक मिथिला कें अंग्रेज पोता वा बैवे छथि, से तँ मने-मन सब जनबे करै छी। आइ एकसम शदीक कुहियै मिथिलो आ मिथिलाक गामो कें देखैक जरूरत अछि। जहिना एक दिशि पहाड़क पानिक उपद्रवक संग मोनसूनक (समुद्री) उपद्रव अछि जइ सँ धार-धुरक छाड़का रहने पानि बेसम्हार भऽ जाइ-ए जइ सँ गामक-गाम उजैड़-उपैट जाइ-ए। तइ संग गाम सँ पड़ाएन भेने गामक सम्पत्ति सेहो कमैक गेल। मनुखे रहने बजारो बनै-ए आ बजार मेटाइतो अछिये। तैं सब करामाती हमही-अहाँ ने छी।

कथा - अप्पन गाम - पृ० ५

अगुआ कें किछु नहि बजली। पत्नीक (अपराजीतक) संबंधक विचार शुभ-लाल भाएक मनमे एकाएक जागि गेलनि। धरती पर जते मनुख्य अछि सभकें स्वतंत्र रूपे जीबैक अधिकार अछि मुदा तइ लै जीबैक दुनियाँक रखगाता अछिये। तखन तँ भेल जे दोसरक अपेक्षा पत्नी तँ बंधन सहितक करार (वैवाहिक संबंध) केनहि छथि जे आबेजीब संगे सजीव आ मृत्युक पद्धति एक-दोसरकेँ शरीरान्त करब। ओना शुभ-लाल भाएक मनक चेतनशीलता मे सेहो सोच उठि पड़ल छलैन। आइ धरिक पत्नीक नैहर बेवहारक संबंध शुभलाल भाएक छलैन तइ मे मीठपन सेहो जागि चुकल छलनि। मनकेँ (शुभलाल भाएक मन कें) तेना विचार पकड़ि लेलकनि जे टस सँ मस हेबाक कोनो विकल्प कें ओ एकसिरे खारिज क' देने छला। अपन नोकरी सँ भोलनटरी रिटायरमेंटक चर्चो नहि कएत शुभलाल भाए बजला - 'काल्हि गाम जाएब।'

'काल्हि गाम जाएब', इ कि भेल, ने अखन छठि पावनि अछि आ ने दुर्गापुजा, ने केतौ बिआह-दानक लगन अछि आ ने कियो तेहेन मरबे केलनि अछि जे तइ सराध मे जेता। तखन कोन एहेन धड़फड़ी गाम जाइक भ' गेलनि जे जेता। तैं आगुक आशाक बात सुनै लै अपराजित मुँह दिशि (दिस) देखै लगली। पत्नीक कोनो प्रतिक्रिया नहि देख शुभलाल भाएक मन मे एकाएक उठलैन जे एते त' समझदारी पत्नी मे अबिये गेलैन हेन जे बात (आगुक बात) सुनै लै ततपर (तत्पर) भेली। अपन जिनगी कें समुद्रक रेत पर देखलेत शुभलाल भाए अतीतक मुस्की मारलैन। अतीतक मुस्की भेल पैछला खुशीक इजहारक मुस्की। बजला - 'मन अछि कि बिसैर गेलौ, जे जखन आठ दिन एक गाम (माने अपराजितक सासुर) भेना भेल रहै तहिया ....।'

अपराजित ओना किछु मन पाड़ै लगली तहिना अतीतक बौन दिस बिदा भेली। अइ सँ चौहराक रूप सुतन्ता (सुतनता) सँ जगनता दिस बदलै लगलनि। मुदा नीक जकाँ

पृष्ठ-6

जइ मे लोक कें किछु करैक उत्कंठा जगिते रहै छै। तइ मे संगी भेटने त आरो प्रखर भ' जाइ-ए।

जीवनक चारि मे अपराजित कें ठाढ़ होइते शुभलाल भाए विचार केलैन जे आब अपन विचार कें खोलि बजै मे कोनो असौकर्ज नहि अछि। अतीत मे ओझराएल अपराजित भविष्य दिस देखैक-सुनै-बुझैक जिज्ञासा मे जिज्ञासु बनि पति दिस देखै लगली। शुभलाल भाए बजला- 'कालि भोरक गाड़ी गाम जाइले जरूर पकैड़ लेब। गाम जेबै नइ कब आब गामे मे रहब।'

पुरुष परीक्षाक अंतिम बेला मे जहिना जसनन सम्भुक मोड़क धारक बीच लोक पड़ै-ए, जेठाम निकलैक बाट सॉकरो रहै-ए आ असौकर्जो होइ-ए, मुदा भसैक (गलत धारक) धारक रूप, निकराल अछिये तहि बीच जे समय अछि, घड़ी ने पुरुषपरीक्षक भेल। अपराजित गाम बिसैर जेकाँ गेल छेली।

तइ मे सासुरक गाम। अपन जन्म सँ बालपन होइत किशोरपन तक माए-बापक छाँह मे रहली, सासुर ऐला मासेक दिनक पछाति पतिक संग (सासुर मे) गाम मे रहने समये कम भेटलनि। तइ मे मास दिनक ओहन जिनगी जे आँगन सँ बहरा नइ सकली, तखन जँ सासुरक गाम माने पतिक गाम बिसैर गेली त समीचीने भेल। ओना आब तक अपराजितक मन सँ छुटि हटल छेलैन जे बंगलोरक शहरी जिनगी, जेकर अभ्यस्त भ' गेल छी, आ ग्रामीण जिनगी मे केहेन दूरी बनिये गेल अछि, मुदा मनुखो त मनुखक छी दुनियाँक दोनो दूरी कें मेटाइयो सकै-ए आ बनैबतो अछिऐ।

ओना शुभलाल भाए अपन विचार कें संकल्प बना सोचि विचारि नेने छेला जे जँ पत्नियो संग जाइ ले तैयार नइ हेती तइओ असकरो गाम जेबे करब। अपन भार उत्सुक कैने अपराजित बजली-

- आब कि बुझै छियै जे ओइर समय अछि जे डेरा मे ताला खोसि दइ छेलियै, दुनू आ दुनू परानी हाथ मे झोड़ा-बैग लटकौने बिदा होइ छलौं। दु-टा बेटे-पुतोहु अछि, आ कि असकरे छीजौं आकि कें बिदा भ जा

पृ०-८

ओना झुमलाल भाएक मन में ठीठ गेलनि जे कि अपने परिवार बंधन सँ मुक्त छी वा बंधन में छी। मुदा नइ दिस सँ अपना कें मोड़ि झुमलाल भाए अपन गामक सिमृत (स्मृति) में तेना भसि रहल छैला जे फले-फलैं, सुफले-सुफल नर्जेरिक आगू दौड़ रहल छलनि। समयक चपेटि गाम दिस (दिशि) नइ बदल जा रहल अछि सेहो केना, नइ बदल जा सकै-ए। ओ त बदिये रहल अछि। जहिना मिथिलाक लोक आन गाम गेला तहिना आनो-आन गामक लोक त मिथिलाक बजार में जीविकोपार्जन कइये रहला अछि। अनेको संस्थानो आ व्यापारिक रूप में कइये रहला अछि।

अपन विचार में दृढ़ता अनैत झुमलाल बजला- 'हँ, से त परिवार में छीहे। तेँ एकबेर कहि त जरूर देबइ। किअए अपना सिर अजस लेब जे काल्हि दिन ओहइ जे उनैह केँ कैहे जे जखन अपन बाप-दादाक डीह जगबे, जे आबन मरनासन्न भ' गेल अछि, जाएब तखन परिवारक सब किअए ने जाएब।'

विस्मित होएत अपराजित बजली- 'गाम मे आब कि अछि जे जाएब?'

नव चिन्तनं सँ चेतल चेतना में जहिना उदीयमान बल होइ छै तेहने बल जेना झुमलाल भाएक विचार मे सन्हिया गेल छनि। बजला- 'गाम में नइ अछि।'

समाप्त
६।११।०१८

पृ. ८

खोलि चौकी आगू मे चौकी पर रखला। अपने कनी पाछु घुसैक दैवाल (दरबज्जाक देवाल) मे ओंगठि क' गेला। आगू मे पानक समान, बगल मे माने आगू दिस सौंसा-सौंसी बैसि कामिनी काकी पानक पत्ती (पौलीथीनक झोरा) खोलि पान निकालि एक खिल्ली पानक (पानक) बैसार केलैन। ओना मन मे इ जरूर रहैन जे देखियौ जे कि (पति) बाजि रहला अछि। तैं पानक खिल्ली माने पानक पत्ता (पात) बैसा कामिनी काकी जेना किछु बिसैर गेल होथि तहिना पान छोड़ि उठि क' आंगन दिस बढ़ली।

देवाल मे ओंगठल जीवन काका आगू मे पसारल पानक पात देख मने-मन विचार करए लगला जे जखन पति-पत्नीक बीच विषमता अछि रहत, जे जीवन संगिनी सेहो छथि, तखन दोसर-तेसरक बीच केना नइ रहत। ऐहन खाइ (खाधि) त' जिनगीक डगर मे अनेको अछि। जाबे तक आचार ऐहन-ऐहन खाइ बनल रहत (जाबे तक) ताचार चौमास खेत जेकाँ समतल समभूम केना बनत। जाबे आचार से नइ बनत ताबे ताचार समरूप समउपज केना उपजि सकैए। माने इ जे जाबे तक विचार एक-दोसराक बीचक विचार समतल नइ हेतै-(माने एक गहराइ) ताबे तक समरूप विचारक निर्णय मन मे केना उठत आ ओहन समरूप निर्णय कौत समतल बाट पकैड़ आगू केना बढ़ि सकै छी आगू बढ़ लेल-माने दोसर-तेसरक संग, त' एकरूपताक एकरूपता अछिये। जँ से नइ हेतै तँ अनुसार जगह मे (माने समस्याके) एक रूप जँ भइयो सकै छी त' ओहन परिचित जगह मे तँ एकरूपता भंग भइये जाएत जइ सँ संगपना मे विघ्न-बाधा उठबे करत। जखन चलैक बाट-(जिनगीक संग चलैक) मे विघ्न-बाधा उपस्थित हेतै तखन चलब त' दुस्कर भइये जाएत। असकर चलब, दोसकर (दोसकर आ दशाकर) चलब आ दुस्कर चलब मे अन्तर अछिये। मुदा लगले मन मे (जीवन काका क) उठलैन जे आबन जे परिस्थिति आगू मे उपस्थित भ' गेल अछि ओहुना सोलहन्नी मानियो लेब जल्दबाजी (धड़फड़ी) हेतै। जँ पानक पात पसारि चून लगौने रहितथि तखन थोड़-बहुत मानलो जा सकै छल, मुदा आबन त' पहिलुके (प्रथमे) डेग उठौलैन अछि, जइ मे अवसरो अछि, माने दोसर खिल्ली पसारैक वा बैसबैक, तखन किअए ने इएह (पहिने) पर आबन रहै दिअनि जे आगू कि कए रहला अछि। जँ सुरेसँ गतिये दोसरो खिल्ली बैसबैत छथि त' बढ़ियाँ। जखन पान संगे पीलौं, तखन जँ पानो खाएब त' इ कोन नइका मत भेल जे मन हानि हेतै।

कथा- क्रान्तियोग - पृ०- √

जीवन मने- मन अपन जीवन-आकार हारि-जीतक विचार कौँत चुप-चाप आँखि के कनी छोट कौँत माने दुनू पीपनी कैँ नि(हिअबैत) चिन्तक रूप जकाँ दैनाल मे आँगठल पत्नीक प्रतिक्षा (परतीक्षा) करै लगला। तइ बीच आंगन सँ पत्नी (कामिनी काकी) सेहो पहुँचथि पहुँचते अपन जगह - माने पहिने जेना बैसल छेली, पकड़ि जेना बिसैर गेल होथि तहिना पानक पन्नी (पोलीथिनक झोरी) कें हौंइ-हौंइ झाँड़ै लगली। ओना मन मे इ बात जरूर नचैत रहैन जे देखियौ, अपना बेर मे पति कते इमानदार छथि। अनका कैँ सबकेँ एक कहै-ए, बुढ़ा करइलो गेल अछि जे पंडित होइ जो गाल बजाबा'। गाल बजाएब अलग भेल आ गाल भरब अलग भेल। पान लगा कैँ देबैन (माने पति कैँ देबैन) ओ हमरे लगौलहा पान सँ अपन गाल भरि लेता मुदा हमर गाल।

ओना जीवनो काका गबदी कँ गबदिया गबदी मारि पत्नीक लीला-भूमि देखै चाहै छेला मुदा कामिनियो काकी तेहने शिकारी जकाँ शिकार पसारलनि जे शिकार कैल छी, आ शिकारी कैँ छी - माने दु टा शिकारी जँ दुनो एकटा शिकार पर बाण (तीर) फेकलक फेकै आ दुनू तीरक बीच तिरिआएल शिकार खसल खसै, तँ ओहिनाम निर्णय करब कठिन भइये जाइ-ए। जेना राणा प्रताप दुनू भाइक बीच भेल छैल। कामिनी काकी दोसर बाण (तीर) छोड़ैत बजली- 'पान मे दइ जे चुन रखने छी, ओ तेहेन मरचून जकाँ माने सुरसुरी गेने, बनि गेल अछि जे पात मे लागबो कठिन अछि तेँ कनी पानि देने आंगन सँ अबै छी।'

पत्नीक बात सुनि जीवन काकाक मन मे उठलैन जे किछु बाजी। बाजी इ जे कहिऐनि चाहै भेल इच्छा आ पान भेल पौनाइ पेनाइ। माने इच्छाक पूर्ति हैब। मुदा फेर लगलै मन मनाही कैलकैन जे अखन परीक्षाक घड़ी अछि तेँ राजेन्द्र बाबू जकाँ रस्ता मे नाच देखब सभे नोकसान करब हैत। भाए अखन परीक्षा दइ ले विदा भेलौं तखन सभे सँ पहिने नहि पहुँचब त अपन कैँ तैयार केना करब। इ त नहि जे जेना लोक बजै ए जे भोजक बेर कुम्हर रोपबै काज चौड़े चलत। मुदा जँ अहि विचार कैँ ए रूपे राखल जाए जे भोज मे कुम्हरक तरकारी वा तीमन बनिते ने अछि। तखन ने कुम्हरक संग न्याय भेल से त नहियेँ अछि। विचारक जोन मे तेना जीवन काका ओझरा गेल छेला जे पत्नीक बात अनसुनिये रहि गेलैन। माने

पृ०- ११

अविलानि (ऐनैन) जे अपने ई बात बुझै लगितथि जे अमुख काज कैल आछि आ अमुख काज नइ कैल अछि। ई त चिन्तनक अतल तल मे भेल जे अखन तक छुटल रहल। खैर जे (हल मुदा पाछु उनटि देबै लगाब त फेर संबंध पछुआ जाएत। तैँ नीक हैत जे विचारक (ज्ञानक) उत्स जेना मन मे (पत्नीक मन मे) रोपि दिअनि जे स्वयं ओ पत्नीक रूप मे हाट म' चलै लागथी। अगर पति अपना कैँ पतिक (पतित्वक) रूप धड़ि (धारण कैल) पकड़ि चलैथ आ पत्नी जौँ अपन पत्नीत्वक रूपक धड़ि (धैड) पकड़ि चलैथ त जिनगी मे दोषारोपण कत' हैत। जौँ एक-दोसरक बीच दोषारोपण नइ हैत तखन दुषित मन कैना बनत। आ जौँ दुषित मन नहि बनत त जिनगी दुषित भ' दुखित कैना हैत। मन कलशलेल। कलैशते जीवन काका बजला- 'चाहे-पान मे दिन बीता लेब, तखन त भेल जिनगी मोटा उठाएब आ मोटाक विचार करब। कते काल भ' गेल कृना जे। किछु विचार करब अछि।'

पतिक बात सुनि कामिनी काकी अपन देहक पानि जगबैत बजली - ई से पानक खर्च बढ़ि जाएत।'

जै पत्नीक बात सुनि जीवन काका बजला- 'जावे पानक खर्च नहि बढ़ाएब ताव मुँह मे लाली कैना औत। जावे मुँह मे लाली नइ औत तावे जिनगी कैँ जिनगी कैना बुझबै।'

ओना जीवन काकाक विचार कामिनी काकी नीक जकाँ नइ बुझली मुदा भगवानक मंदिरक पुजारी जकाँ अपना कैँ समर्पित कैत माने अपना पराकाष्ठाक तियाग देखबैत बजली- 'अहीं ने हमर सब किछु छी। अहींक आश्रय मे ने हमहुँ बसब।'

पत्नीक सिनेह सँ बोझिल बदलैल बादल जकाँ पत्नीक रूपक विचारक रूप देख जीवन काका बजला- 'जाए दिऔ, अहिना समैक तीत-मीठ सुआद बहि बुझि गमैलौं तहिना बुझियौ जे जिनगियो गेल। मुदा आइ सँ त से नइ अछि। जिनगी मे किछु ऐहेन काजक सँ संकल्पित हेबा अछि जे पति-पत्नीक पचहत्तर पहचान बने।'

हँसैत कामिनी काकी बजली- 'तइ ले कोनो हाथ रोकै छी, सदिकाल त हाथ पकड़िये चलै चाहै छी कि ने, जेना माता-पिता हाथ पकड़ा अपना घर सँ विदा कैने छेला।'

समाप्त- ~~१३.१३.१५~~ '१३।५

कथा - चटिवाह - चैटवाह - चटवाह 56-1

~~अरे भोरे अपन ग्राम बड़द कें घर सँ निकालि, बाहरक थैर मे~~

भोरे बड़द कें ~~निकालि~~ घर सँ निकालि थैर मे बान्हि गाए कें घर सँ निकालिते रही कि नागेसर भाए कें दछिन सँ उत्तर मुँहें अबैत देखलएनि। ओना नजरि गाए पर छल तैँ नागेसर भाएक ~~कें नीक जकाँ~~ भाए पर अकस्मे नजरि पड़ल जहिना कें चेहराक रंग-रूप नीक जेँका नहि देख पेलौं मुदा नागेसर भाए कें त देखबे केलिएनि। हाथ सँ गाए गाइयो कें खूँटा मे बान्हैत रही आ मुँह सँ नागेसरो भाए कें कहलएनि - 'भाए, कतए कते सँ भोरे-भोर अबै छी?' ~~उ~~

ओना चारि-पाँच बर्ख नागेसर भाए जेठ छथि, तेँ सामाजिक लोक भाजे भाए कहै छिअनि। नै ओ अपन परिवारक छथि माने वंशगत परिवारक आ ने लतड़ल लत्ती जेँका दियाद बादे छथि मुदा समाजक बीच जे धारा प्रवाहित अछि तइ हिसाबे भाए कहै छिअनि। सामाजिक धारा इ अछि जे उमेरक हिसाब सँ आनो-आन कें, माने जे अपन वंशगत परिवारक नहियो रहै छथि उनको लोक बाबा, काका, भैया इत्यादि कहिते छथि। तही हिसाब सँ उमेरे उनका भाए कहै छिअनि।

गाइयक डोरी बान्हि आगू बढ़लौं ~~कि~~ तावे नागेसरो भाए रस्ता पर सँ उतड़ि दरबज्जा लग पहुँच गेला। लग पहुँचते नागेसर भाइयक चेहरा पर नीक जकाँ नजरि पड़ल। नजरि पड़िते बुझि पड़ल जे अस्सी मन पानि मन पड़ पड़ल छनि। कि भएतेँ जेहना मेघ जेँका घोघ लटकल देखलएनि। मिरमिराएत नागेसर भाए बजला - 'ओहिना गाम मे छिछिआइ छी।'

नागेसर भाएक गपक कोनो अरथे ने लागल। तइ पर मुँहो लटकल छलनि आ चेहरोक रंग उड़ल-उड़ल सन छलनि जइ सँ अनेको प्रश्न मन मे उठि गेल। मुदा एक त भोरक समय, पच-कुत्र नहियो बाजल जा सकै-ए आ दोसर दरबज्जा पर छथि। उनकर बात कें टहलबैत बजलौं - 'पहिने चौकी पर

पृ०-2

(धावज्जक चौकी पर) बैसि तमाकू खाउ, पद्धति दुनियाँदारीक गप-सप करब। 'हैतइ।'

ओना औरे-तर नागेसर भाएक मन मन्दुआएल रहबे करनि मुदा विचार कें पेटे मे दाबि कें रखने छेला। जँ आन ठाम आन गोटे लग रहितथि तखन त प्रभावशाली भाषण कैत अपन प्रभाव सँ प्रभावित कअ नेने रहितथि (रै हैतेथ) मुदा अहिना हम उनका। चिन्है छिअनि, तहिना ओहो हमरा चिन्हते छथि तैं वाणी बोल कें समेटि मने मे रखने छेला। नागेसर भाएक चेहरा सँ अनेको रूप टपकि-टपकि (टपैक) रहल छलनि, जेना मुँह किअए लटकल छनि, मोरे-मोर कतं दिढिआएल छथि, तइ पर सँ पैइसठि (पैसेंट) बरखक टपान टपल गामक एकटा प्रबुद्ध जन छथिये। गामक अस्सी सँ नवे प्रतिशत लोक उनका आदरक नजरि (नजैर) सँ देखैते छनि जेकर जीवंत रूप छनि जे नवतुरिया धिया-पुता मे कियो ओझा बाबा, तँ कियो भगत बाबा त कियो गुनी बाबा कहिते छनि। तइ संग ओइ सँ उपरका लोक माने, चैलटगर लोक, सेहो कियो भगत काका त कियो गुनी काका सेहो कहिते छनि। अनिजाति त सहजे बताह भेल छथि, जइ सँ जेतका जे नीक नाम रुचै छनि, से कहै छनि। तहिना तइ सँ उपरक माने उमरदार आदमी (लोक) सेहो भगत भाए त गुनी भाए सेहो कहिते (कैहते) छनि। मुदा हम तइ सब सँ अलग सोझे भाए कहै छिअनि, उमेरक लेहाज सँ।

नागेश्वर भाएक रूप-रंग देख अनेको प्रश्न मन मे उठि रहल छल जे पुछिएनि मुँह किअए लटकल अछि आ ठोर सँ फुफड़ी किअए उड़ि-ए। मुदा अनेरे किअए फूछ-फूस मे फूछा-फूसा संग अपनो सार्थक समय कें निरर्थक बनाबी। कहब जे टोकबे किअए केलिएनि तइ मे हुनी नजरि (नजैर) मिलानी भ' गेल। नजैर

पृ०- ३

मिलानी इ भेल जे जहिना गाड़ियक डोरी पकड़ने रस्ता
दिस तकलौ तहिना चटपटाएल नागेसभाएक मन सेहो
चटपटाएत देखलिऐनि (देखलएनि) जेना ओ मोन आ पेटक बीच
मन मे आबि गेल जे भरिसक तमाकू दुआरे हस्तमे
ढील नइ भ' रहल छनि तैं कहमछाइ छथि, तैं कहल
एनि, तमाकू खा लिअ।' मुदा तैं जँ कोनो मुसीबत
मे पड़ल छथि तँ अपने ने मुँह खोलता। ओना मुसीबतो
नीक-बेजाए दुनू होइ-ए दुनू (माने मुसीबत) के अपन-अपन भाजि छइ।
जे नीक कृति ले मुसीबत पड़ैत
ओकर महत अलग भेल, आ जँ अधला कृतिक मुसी-
बत छी तँ ओकर महत अलग भेल। आँखि मूनि
सबहक मुसीबत कें एक्के कसौटी पर तौल बाजब
ओ त आँखिमूना गुण भेल। ओना आँखि मूनो गुण सेहो
दू रंगक अछि। एकटा अछि नीक कें आँखि मूनि
मानि आँखि मूनि चलब आ दोसर भेल अधला
कें नीक मानि आँखि मूनि मानब आ चलब कानन।

ओना सँपकट्टा बा दुदुनारि कट्टा जेकाँ भीतरे-भीतर
नागेसर भाए कहमछइते छेला, तैं डुमएजे बफरि कें बाजी
मुदा चालीस सालक पैछला जिनगी दुनू गोरे कें एते
दूरी बनाइये चुकल अछि जे जहिना विषुवत
रेखा टपला पछाति लोक बुझै-ए जे हम उत्तरी
ध्रुवक यात्रा पर छी आ दछिनी ध्रुवक। तइ बीचक
लोक त बुझिये ने पबै जे दुनियाक दुटा छोरो
अछि आ दुटा धुरियो अछि, आ अपने कोन छोर पकड़ने चलि रहल छी। बड़ी कालक
पछाति, तइ बीच एकबेर तमाकू खा थुकर फेक चुकल छलौ आ दोसरो जुमक तैयारी मे थोपड़ी
द' तमाकुलक गरदो कें उड़ा चुकल छलौं, नागेसर भाए
बजला -' आब जीव कठिन भ' गेल। सौंसे दुनिया

बेर उजड़ि गेल।'

आब जीब कठिन भ' गेल, नागेसर भाएक ई विचार अपनो नीक लागल जे अपनो जीब त कठिन भइये गेल अछि, मुदा दुनिया "एके बेर दुनियोँ उजेँड़ गेल'। एकर कोनो माने माने अपन परिवारके उजड़ब लगबे करैत कैल। तहू मे अपने उजड़ब आ दुनिया उजड़ब दुनू दू भेल। दुनिया ते सदिकाल उजेड़ते रहैए आ बनिते रहैए, मुदा अपन जिनगी त से नइ छी जे सदिकाल बनत आ सदि काल उजड़त। ओकरा त अपन आधार छै, जैठाम घाटक संग बाटो बनल छै। बजलौं-'भाए इ कि कहलियै जे एकेबेर दुनिया उजड़ि गेल? जँ दुनियेँ उजेँड़ जाएत तखन रहब कैत'?

जहिना हृदयबेधी बाण लगने लोकक मन थरथरा जाइ-ए हृदय हलमलित हुअए लगै-ए तहिना नागेसर भाए के सेहो हुअए लगलनि। मन थरथर लगलनि जइ सँ मुँहक बोली बन्न भ' गेल छलनि। मुदा जाबे अपने मुँहे अपन बात नइ बजता ताबे बुझब कैना। तहू मे ओहन लालबुझक्कर नहियेँ छी भुतलगू जेकाँ अनेरे बड़बड़ा बाजब। मन मे भेल जे दोहरा कँ फेर पुछियनि मुदा लागल इहो भेल जे नइ सुनने रहितथि (रैह्थीन) तखन ने पुछब उचित होएत मुदा जखन लग मे बैसले छथि तखन नइ सुनलनि सेहो कैना मानल जाएत। भ सकै-ए जे जँ सब शब्द नहियो सुनने रहितथि तखन उनटा के ते पुछले जा सकै ए। सेहो नहिये पुछलनि। तखन किअए ने बाजि रहल छथि? मन मे इहो उठल जे भ' सकै-ए कोनो ऐहेन काज है भेल हेतनि जइ सँ जिनगी त प्रभावित होएत हेतनि मुदा लाजक संकोचे नइ बजैत होथि।

चालिस-पैंतालीस बर्खे सँ नागेसर भाए चरिवाहक काज करैत आबि रहल छथि। चालीस कि पैंतालीस वर्ख तँ डायरी मे लिखि कै नइ रखने छी जे निश्चकी कहब मुदा अनुमान सँ कहि रहल छी। किअए त जखन उठैत जुआनी नागेसर भाएक छलनि तहिये सँ देखैत आबि रहल छी नागेसर भाए गामक एक नम्बर चरि

कथा - चटिवाह - चटवाह - पृ०-५

छथि, केहनो सापक काटल बीख कें चाटिये सँ उतारि दइ छथि। तइ में केकरो ऐठाम जँ सपकटिया भेल तेठाम ओ खबरि (जानकारी) होइते अपनो वा आनोक काज कें छोड़ि दौड़ले जाइ छलाह। जाति-पाँजि, दियाद-वाद किछु नै मानै छेला। अपना कें उपकारी कहि उपकार कऽ पहुँचिये जाइ छथि। चलतियो ट्रेन जे तीन-तीन, चारि-चारि टा सापकटलाहाक नम्बर लागि जाइ छलनि।

ओना अइ गाम में विसहाराक गहबर छल तइ गामक लोक कें चटिवाह बनब असान छल। किअए त दसमी मे (दुर्गापूजा) जखन दसो दुआरि सभक खुजि जाइ-ए तखन विसहाराक गहबरक भगत (भगता, पुजेगरी) सेहो दसमीक पहिले दिन सँ गहबर मे भगतै कऽ सभ देवता रंग-रंगक डाली पहुँचते छलनि, केकरो धिया-पूता नइ होइ छल तेकर डाली, त केकरो घर मे डाइन-जोगिनक उपद्रव बढ़ि गेल, तेकर डाली त केकरो धिया-पूता बहुवारि भ' गेल तेकर डाली पहुँचते छलनि आ साँझ पहर जखन गोसाइ खेलाइ छेला, माने देवता देह पर अबै छलनि, तखन फुल-अच्छत (अक्षत) (भभूत) भभूत सँ ओकर गुहारि करिते छला। जहिया मरला माने भगत (पुजेगरी) मरला तहिया सँ भगतोइयो बन्न भेल आ गहबरो खसल। खैर जे भेल। गामोक लोक (जे चटिवाह बनै चाहै छल) आ आनो अड़ोस-पड़ोसक गामक लोक आबि-आबि चाटी धरै छल आ जेकर चाटी उठल, माने आगू घुसकि चटिवाहि कें छुऽ ऐ, ओ चटिवाह बनै छल। नागेसर भाए चनौरा गहबर सँ सीख कऽ सीख छेला। इलाका मे सबसँ जगता-जोर गहबर चनौरा गहबर कें बुझल जाइ छल। महेशनाथ छेला। ओना छोट-मोट (ग्रामीण स्तरक) स्वास्थ्य केन्द्र सेहो बनौने छेला। जइ मे डॉक्टर (एम०बी०बी०एस०) तँ नहि छल मुदा एकटा नर्स जरुर

कथा- एकटा बानर - पृ० ५

'कि' कहि रविनाथ भाए चुप भ' गेला। जानि कें चुप भेला कि दब टूटल साइकिल जेकाँ एकाएक रुकैत बेकार भ' गेलैन, से त रविनाथ भाए जनता। मुदा सुचिता कें बुझि पड़लैन जे भीरसक कोनो असाध्य व्याधि मन मे नेने त डूबि गेलैन। अहिना पारखी डॉक्टर हड्डी (देहक हड्डी) सँ सरल मुइल खून वा सड़ल पस (खूने पस बनै-ए) के निकालै ले उपरक खूनक चमड़ा कें तेहे दर तेहे हटबैत हड्डी लग पहुँच ओकरा निकालि स्वस्थ शरीरक निर्माण करै-ए तहिना सुचिता जानै-कहौ-चाहे छेली मुदा पतिक विसमित होएत मन कें उपरक तह हटबैत बजली- 'ऐना जे बीचे....।'

पत्नीक बात सुनि रविनाथ भाए कें अनासुरती मन मे उठलैन जे नीक हैत पहिने बाथक रंग देखा दिअनि आ पछाति भंग देखा देबैन। रंग-भंगक आ कि रंग मे भंग, आ कि भंग मे रंग, से केना होइ-ए आबन नहि, आबन एतबे बजला- 'ऐबेरक बाथक जे रंग चढ़ल अछि, ओ गामो कें रंगि रंग चढ़ा देत।'

रविनाथ भाएक विचार सुचिता नीक जेकाँ नइ बुझली। जइ सँ मन भीतरे-भीतर औनाए लगलैन। औनाएक कारण भेलैन जे पमरिया तेसर जेकाँ सब मे 'हँअ जी' कहब नीक नहि, मुदा। बिनु बुझल बात बजबो केना कहब। से लगले मन मे भेलैन जे ऐठाम कि कियो आन अछि जे कोनो बात बजै मे चोड़ी-चोरबा हएत। बजली- (सुचिता बजली) 'ऐना जे रंगरेज- अंगरेज जेकाँ अच्छा बजै- बनबै छी आ आधा छिपाइ जेकाँ छिपा लइ छी, तइ से काज नइ चलत। जखन अपना कें पुरुख बुझै छी त पुरुखपन बातो रखू।'

पत्नीक बात सुनि रविनाथ भाएक मन मे भेलैन जे आ, ई कि भ गेलैन। ई त ओहने भेलैन जे कियो उपन्यास पढ़निहार पहिलुके पृष्ठ पढ़ला पर एते बिहुसि (बिहाँसि) जाइ उत्तेजित भ आसन छथि जे दोसरे पृष्ठ मे रिजल्ट देखै चाहै छथि, तेहने भ' ने तें पत्नियो भ' गेली। भाए जखन पति-पत्निक बीच जिनगी भरिक एकरारनामा भेल अछि तखन जँ कुदादियो मे निमाहैक रस लेब तखन कुदाफीक रस मुइला पछातियो भेटत। रसमय जिनगी

पृ० ६८

काव्यमयी दुनियाँ मे रमणैत-रमकैत चलै, यैह ने भेल पुरुखपनक जिन्गी। तहूठाम जे मरदुआर बनि अपन दरबाजा कैँ मरदुआर बनाएब त साधू-फकीर कैँ चून-तमाकुल, चाह-पान आ भाँग-चौंट कऽ' होइत। अपन बुढ़िआएल-बुढ़िआएल मन कैँ समेटि (समेट) रविनाथ भाए बजला- 'बाधक सतरंगक रंग कैँ अबैन हटबै छी, ई मेला-ठेला मे ते सतरंगक कि सहस्त्ररंगक सँ रंगल रहै-ए, तइ से अपना दुनू गोरे कैँ कौन मतलब?'

पतिक लहकल बात सुचिता नहि बुझि पेली। बुझबो केना करितथि, जे घाट पर लड़की खेलेनिहार अछि से ने बुझत आ जे से नहि अछि। पतिक पावन धार मे भसैत सुचिता बजली- 'नीके कीने। कौन-मतलब अछि अनका दुनियाँ सँ, रामचन्द्र भगवान दुइये परानी राजगद्दी से बोन आ बोन से राजगद्दी देखलैन आ कि हमहूँ-अहाँ देखलौं हेन।'

पतिक टोकारा मे सुचिता देह झाँपि गेली। बजली- अनेरे कोनकि दुनियाँदारीक लपोड़ी मे पड़ैत रहब, ने हमरा दोसर पति हएत आ ने अहाँ के दोसर पत्नी। तेँ बीच मे ने दुनू गोरे लड़ैत रहब, झगड़ैत रहब, आ संग मिलि धार-धार चलैत रहब।'

अनुकूल वातावरण देख रविनाथ भाए बजला- 'बाधक परती पर ठाढ़ भ' बाध हियासैत रही कि एकटा बानर पर नजैर पड़ल। नजैर पड़िते मुड़ी उठा-उठा देखै लगलौं जे एकेटा अछि कि जोड़ो छै।'

बीचे मे सुचिता बजली- 'जोड़ो हेबे करतै। ओहिना नइ ने असल दिन मे टहटहौआ रौदो रहै-ए आ बरखो होइत रहै-ए, ओइ दुनूक बिआहक लगन छी। ओइ लगन मे दोनो बानर अछूत रहै-ए।'

ओना रविनाथ भाएक मन मे जगलैन जे एकटा लगन मे ने एकोटा बानरो अछूत नइ रहैत, तखन ते मनुख कैँ ले जे सालो भरि कोट-कचहरी से मंदिर धरि रहै-ए, तखन तेँ मनुख मे छूत केना रहै-ए, आबे छूत नइ रहै-ए, ताबे छुटि केना जाइ-ए, ओ त सहजे बात छी। कनी काल चुप रहि रविनाथ भाए बजला- 'बड़ी-काल तक जखन ओकरा दिस तकैत रहलौं, तइ बीच ओ बानर गाछी-दिस सँ निकैल बाधक आड़िये-धुड़िये टपैत एकटा खेतक उँचका मेड़ पर बैसि धान खाए लागल, ताबे तक तकैत-देखैत रहलौं। ओ बानर असकरे

पृ०-८

टपैक उठला-' ~~अब~~ श्राद्ध-कर्म मे किओ नइ पुछलैन. तेकए अपने अचला कहुँ कुकुरो, काजक भारो ~~ब~~ माने जस-अजस, त नइ ने पड़ल।'

~~कि~~ पतिक विचार ~~मे~~ खोइनिया करैत सुचिता बजली- अपन दोख अपने मुँह से कबूल करैए जे अहीं करबै। ~~मुँहे खोंइ कबूल करबे~~, मुदा अहीं कहू जे जखन पचास घरक दियादी अछि, जइ मे सब कैं सब मरन-हरन मे ~~सबकेँ~~ केश करबै छथि, अहाँ नइ करबै छियै जेकर बदला ~~मे~~ ओहो सब एकरबा बानर कहि दियादियो छोड़ाए लेलैन। ~~बानर बानर कहै छथि आ दियादी सेहो छोड़ा लेलैन।~~

ओना दियादी सुनि रविनाथ भाए मुस मने ~~मुस्कुराइत~~ विचारै लगला ~~बजला~~ जे जखन ~~छैके~~ दियादी छोड़लौं ~~छोड़ोलो~~ जाइ-ए तखन लगैलो त जाइये सकै-ए। तइ बीच ऐतबे ने अछि जे लोक वंशागत माने छथि। मुदा मनुखक वंशक त सब ओना से बात नहि अछि, ~~सब~~ दियादिक अधिकांशतः ए युवक बेसी अपन दियादीक नियम मे सुधार केलैन जे वृद्धक मृत्यु स्वाभाविक अछि, जखन कि जवान-जहानक दुखद, तैँ ~~कु~~ स्वभाविक मृत्यु मे केश कटाएब जरूरी नहि अछि, इमहूँ तसैह ने केलौं, तखन जैँ ओ सब माने सब दियाद, एकरबा बानर कहै छथि ते अपन मुँह दुइर कै छथि। ~~मुस्कुराइत~~ कठहँस हँसी ~~कठहँसी हँसैत~~ रविनाथ भाए बजला-' जाए दियौ ओ सब घरक दियाद-वाद भेला, गामक समाजक लोक नइ ने कहै-छथि।

एक त ओहुना ~~पत्नी~~ पति-पत्नीक बीच बजै-भुकै मे कोनो बाधा-रुकावट नइये अछि, मुदतेढाम जैँ वेदान्ती बात मे पत्नी चढ़न्त होइथु तखन जेहेन बोल मुँह सँ निकलै-ए, ओही स्वर मे ~~बोली मे~~ सुचिता बजली-' गामक लोक कहै छियै, दस गामक लोक कहै-ए जे सौंसे गाम मे सब अपन-अपन डेढ़िया पर पसीद ~~पसिद्ध~~ आ सैनी श्राद्ध कौं संगे रोपलैक आ अहाँ। कि केलियै।'

रविनाथो भाए कैं जेना मुँह मे बड़ी जकैत रहैन तहिना ~~कि~~ चोट्है पत्नी कैँ कहला-' अइ दिन करने रही जे पहिने ई फड़िछोट ने भइ ~~हैते तखन ने~~, ~~जखन पहिनो रहैन परम्परा चलल हो~~ इआए जे पहिनो रहैन परम्परा, हद कि आइये शुरु भेल।' जखन से नहि भेल, तखन ....।

ओना सुचिता पतिक बिचार सँ कने सहमली। मुदा गामक लोकक बोल ततेक बेसी कान मे पड़ि गेल छेलैन जे काने भड़भड़ाइ' गेल छलैन। मुदा तइयो ओरा करैत बजली- समाजो त समाज छी कि ने, सबकेँ मिलि केँ ~~किल सब मि~~

कथा - एकरबा बानर- पृष्ठ-५

कि ने ?

अहिना किछु कहैत पर सँ कारि किछो बजैत-ए तहिना रविनाथ भाए बजलाह ऐ मे दू राय कहाँ अछि। मुदा गाम-समाजक सब एकठाम बैसि वा एकविचारक रास्ता बना चलतह तखनै ने ?

गामक समाज पर नजैर खिरौत सुचिता बाजलि - गामक लोक कैँ एते फुर्सत छै जे सब एकठाम बैसि विचार करतह। कियो आठ बजे तक सुतनिहार अछि त कियो तीन बजे भोरे सँ काज मे लागि जाइ छथि, तखन एकठाम कैना बैसि सकैत छैक।

पत्नीक विचार मे सह देत सहीट जगह पर ठाढ़ होएत रविनाथ भाए बजला - 'से त हमहूँ देखै छी जे जे बाप (पिता) भरि दिन गाड़ी-सवारीक भीड़ मे रोड बपहारि (बपहारि) जैह बेटा लेल कैल छथि ओइ बेटा कैँ ने संग-संग खुआ-पीआ पबै छथि आ ने दिन-दिनक क्रिया-कलाप सँ जुड़ि पबै छथि।'

रविनाथ भाएक प्रश्नक उत्तर अपना मे नहि पेब सुचिता चुरमुर बिलाइक नाच जैँका नचैत बजली - 'एहिना पुरुख सब, गप्पो आ काजो मे जिद्द रोपि बलउमकी सब दिन सँ करैत ऐला हेन आ आबनो करै छथि।'

हुराएत-भोथिआएत पत्नी कैँ देख रविनाथ भाए बजला - 'पहिने सुनियौ, तखन बुझियौ, पछाति विचारियौ, तखन जँ जरूरी बुझि पड़ै त बजियौ। से नइ काव आ केकरो मुँहे सुनब जे कौआ कान नेने पड़ाएल (उड़ल) जाइ-ए, आ अपन कान देखै नइ देखि कौआ पाछु दौड़ब नीक हएत।'

कोनो समस्याक समाधान जखन 'है' नइ लग पहुँच जाइ आ सोझमतिया कैँ निर्णय काव असान भ' जाइ-ए, असानक माने बिनु सोचल-विचारल, तहिना सुचिता कैँ सेहो भेटलैन। बजली - अच्छा अहीं कहू जे जखन सोंसे गौँआ अपन डेढ़िया पर पसीद-सैनी रोपलैन आ अहाँ नइ रोपलौं, तखन अहीं कहू जे समाज अहाँ कैँ छोड़लक आकि अहीं समाज सँ फुट भेलियै।'

ओना पत्नीक प्रश्न बेतुकार उत्तर रविनाथ भाएक मन मे उठलैन, उठैत ई जे, जँ पसीद-सैनी रोपने रोग-वियाधि व्यक्तिक संग परिवारो आ परिवारक संग समाजोक मेरा देत। तखन किछु भाए सरकारी डाक्टर अस्पतालक खर्चा औझी योजना से बौने लागा देत ने जाइ-ए। मुदा पत्नी कैँ अपन अधीनस्थ बुझि विचार

पृ०-२०

रविनाथ बजला – जखन आइक युग, माने एकैसमी शताब्दी मे अपना सब छी, तखन आइक मनुख बनि संसार मे जीबैक अछि, तइ मे जँ रानी सरंगाक। खिस्सा सुनै मे दिन राति बीता देब, तखन कैना दुनियाँ कैँ देख पाएब, जइ मे रहैक अछि।'

रविनाथ भाएक विचार सुनि सुचिता सहमली। जहिना सब पत्नी पति लग हारबा पद्धतियो जीतसे कुँ छथि तहिना सुचिता कैँ सेहो भेलैन। मुस्की दैत बजली- 'सर्वदेशिक पुरुख लबर-धौंर ~~सेहो छथि~~। रहल अछि।'

औना रविनाथ भाएक मन मे भीमकायाक विचार जागि गेलैन जे ऐतिहास नइ जानत ओ इतिहास रचत कैना। मुदा फेर मन उनैट पत्नीक साहचर्य पर पहुँच गेलैन। साहचर्य पर पहुँचते मन धड़ती पर औंघरा गेलैन। बजला– केतबो लबड़धौंर पुरुख हैत तइओ पुरुखे रहत कि ने?'

रविनाथ भाएक बात सुनि सुचिता गरमेली नहि मनै-मन मुस्की भरि लेलैन।

समाप्त
७/१२/०१८

पृष्ठ-2

बीतल बात भेल अछि। जे डी०ए०भीए आ कि खिचड़ी खौंके इस्कूलेक नवतुरिया बच्चा केना बुझत। मुदा जँ ओकरा अपन समाजोक अपन सामाजिक अपना ऐना आ, आ मातो-पिता अपन पारिवारिक ऐना (अएना) आगू मे देखए देए त किअए ने बुझत। मुदा

खेला-पीला पद्धति माने दिनक दू बजे, गोवरधन आए ओछाइन पर नहि जा माने आराम करैले, खुशीलाल ऐठाम बिहाड़ होइत पत्नी केँ कहला- 'गाम मे समाजक बैसार दुर्गापूजाक लेल होइत, से कनी बुझने अबै छी।'

एक त ओहुना जगत्-जननी दुर्गा मान्य छथिहे तखन माइक हृदय (मातृत्व माने पत्नीए) त सहजे मनमस्त त छथिये अछि, तैँ पतिक बात सँ पत्नी (लड़ुदाइक) मने-मन मुंगबा मनमे फुटै लगली। तैं बजली किछु ने, आँखिक इशारा सँ एतबे पति (गोवरधन) केँ कहली जे हमरो हिस्सा नेने ऐब।

जहिना कोनो बच्चा केँ पहिल दिन कोनो नव विद्यालयक प्रवेश दिन खुशनुमा होइ-ए तहिना गाम मे सामाजिक रूप मे जँ कोनो सामुहिक उत्सव होइ-ए त गामो खुशनुमा भइये जाइ-ए।

खुशीलाल आ गोवरधनक घर अगले-बगल, कहाँ भरिक दूरी कहब जे एतबो दूर जाइ-लै पति केँ माने मर्द केँ जाइलै पत्नी सँ परमीशन काज पड़ै-ए। से बात ठीके जे जँ एहनो-एहनो छोट-छीन काज लेल पति-पत्नी सँ आ कि पत्नियो पति सँ जेबा लै (सामिल हेबा लै) आगू मे आवेदन दाखिल करत ऐहेन नीक बात ऐछ माने मे नहि भेल जे ऐहेन व्यक्ति जीवन मे केना फुर्सिओल (फुर्सल) जाएत। मुदा से बात नहि अछि बात अछि बाजिदपुर मे पूर्ण सामाजिक रूपक बीच संबंध स्थापित धार्मिक परिवेश मे कब। नीक बात, मुदा धार्मिक रूप कि आ केहेन से आबन नहि, आबन एतबे जे समाज मे धार्मिक अनुष्ठानक बैसार छी।

ओछाइन पर पड़ल गोवरधन केँ देखिते खुशीलाल बैसैत बाजल- 'भैया, आइ दुर्गापूजाक बैसार छी। से से चलब कि ने।'

सोझ मतिया गोवरधन आए, चौकी पर लग मे बैसैत

पृ०-२

बाजला- 'बौआ, अपना ~~सब एक बेटियें ने~~ दुनू गोरे ते एक जतिया दियादो आ पड़ोसियो भोलियो, ते तोरे से ने पुछबह।'

गोवरधनआएक बात सुनि खुशीलालक मन मे भीतर जमल खुशी मे ~~खुशीक~~ कनी बढ़ोत्तरी भेल। ओना आबन धरिक जे संबंध खुशीलाल परिवारक आ गोवर्धन आएक परिवारक रहल ओइ अनुकूल ऐहन खुशीक कोनो मेहत ~~प्रश्न~~ नहि अछि, मुदा खुशीक कनेक इ रूप खुशीलालक मन मे जगल जे गामक एक-एक परिवार जन मे जँ सामाजिक चेतनशीलताक ~~चेतनताक~~ रूप जगै-ए त ओ खुशीक बात भेबे केल।

ओना खुशीलाल इहो मने-मन बुझि रहल अछि जे गोवर्धन भाए सोझमतिया लोक छथि, तँए ई नहि जानि रहला अछि जे एक त अविकासित ~~गोवर्धन भाए अविकासित~~ ~~समाजक~~ तैपर उजारो वरखक गुलामी सँ लादल समाजक उपज अपना सबहुँ छी तँए केहेन फल-फूल फलाइ-फड़ै जोग अछि। ~~छथि, तँ केहेन-फुल-फल~~ [illegible] ~~सेहो बल खुशीलाल कैँ छलेहे।~~ खुशी सँ खुशी आएल खुशीलाल बाजल- 'भैया, आब तूँ सब चौथापन मे आएल जाइ छह तखनो जँ धरम-करम नइ क' लेबह आ बीचे मे मरि-हरि जेबह, तखन इ ते जिनगी अकारथ मे चलि जेतह कि ने?'

विचारक पड़कीकेँ बिचड़ैत सिसकैत सिहकी लगिते गोवरधन भाए बजला- 'अखैन ते दुपहरे अछि, बैसार करखैन हएत (हेतै)।'

ओना खुशीलालक मन मे विचार उमकैत जे एक घंटा मात्र बैसार शुरू होइ मे शेष रहल अछि, तँए विचार आबने सँ जँ विचारक दौड़ गोवर्धन भाएक मनमे शुरू क' दियनि त ओ आरो बेसी अनुकूल हएत ~~भेल~~। तँए किअए ने इहो बात जना दियनि जे भैया अपने सबहक कने गाम मे सम्पन्नता ~~अछि~~ आनियो गेल अछि आ जे विपण्णता अछि ओकरा मेटा सेहो सकै छी, तँए भारी-भारी माने नमहर-सँ नमहर, दुर्गुण मुकाबला करैक शकित सेहो आबि गेल अछि। मुदा आबन गोवर्धन भाए ~~सँ~~ सन लोक ~~बैँ~~ लेल बेसी तइये आएत। ~~फाजिल भेल।~~

घड़ी देखैत खुशीलाल बाजल- 'भैया, बैसार शुरू होइ मे एके घंटा ~~बाकी~~ बाकी अछि। तैयारी होइ मे समय ~~[illegible]~~ लगबे करतह तँए आब तैयारे करू। ~~विचारक~~ गोवरधनआएक विचारक बेगमे जेना बोहैत बेग (धारा) मे माधु सँ जेहेन धकिआएल जाइ-ए तेहेन धार ~~पकड़ बेगक आनि धक्का धकिआल चोकिआएल~~

कथा – विचार भेद – पृ० – कृ – विचारान्तर । खुशीलाल छोड़सँबेत

गोवर्धन भाएक विचार कें स्पष्ट करैत बजला–
भाए सहाएब, पतालक बेंगक माने भेल (गहराइ सँ) शरीर
मे आ क' दुनियाँ देखब। मुदा....'

अपन खुजैत मकक कें देखिते गोवर्धन भाए बजला,–'आँआ
हमरा बातक कोनो दुख नइ करियह। माँगी-मेहरि (मेहर)
मुँहे सुनि कें सीखिने छी, तें बजा गेल।'

चुस्की लइत खुशीलाल बाजल–' भाए सहाएब, यैह
माँगी सब ते अपन असमिया (माने कमरूपिया) रूप
बना मरद सब कें भेंड़ा-भेंड़ी बना बाध-बोन मे
अनेर चरै लै छोड़ि दइ-ए।'

गोवर्धन भाए रस कें घोंटैत बजला– से सैरपो (सरिपँउ)
हौ खुशीलाल, ?'

गोवर्धन भाएक रसिआएल मन कें असिआइ सँ समटैत खुशीलाल
बाजल–' भाए सहाएब, एक बेर जे दुनू गोरे निकलब आ
कियो देखलेत तें कहत जे ई दुनू गोरे कुदिबिचड़ी (आधीबिचड़ी)
क' नेने हैत, तें कनी-आगू पाछू भ' कें बढ़ू।'

सैह भेल, गोवर्धन भाए, बैसार स्थल दिस आगू बढ़ला।
गोवर्धन भाए कें लग सँ हटिते खुशीलालक मन आजुक
समाज सँ ल' क' आदिक समाज (अपन गामक) घाड़ि बौड़
गेल। दुर्गापूजा गाम-गाम होइते अछि, वाजिदपुर
मे सेहो हैत। गाम मे धार्मिक नींव पर पूजा हएत, नीक
बात। अखन वाजिदपुर मे अनेको धर्म स्थल अछिये।
कतौ धुजा फहरा, कतौ मूर्तिक रूप मे। कतौ साधु-बिरोधि मे
फाटल-पुरान कपड़ा बान्हि, त कुंग बिनु धुजेक,
कोनो-कोनो ओहनो स्थानो अछिये, जे ठाम लोक (समाजक)
एक ठाम बैसि रामोलीला आ कृष्णो लीला (रास) देखते
आबि रहल अछि। धरमक पोथी सँ सेहो सब घर मे
रहितो सब रंग अछि।
एके नहि अनेको रंगक (साम्प्रदायिक रंग चढ़ल) सेहो अछिये।
कोनो घर गीता-भागवत सँ सजल अछि, त कोनो घर
कबीर-मंसूर आ बीजक सँ सजल अछि। तहिना अनेको
रंगक विचार कियो बुद्धदेवक हृदय सँ जुड़ल तँ कियो
जैन महावीर सँ जुड़ल। त कियो मार्क्स-लेनिन
सँ जुड़ल त कियो हिटलर-मुसोलिनी सँ जुड़ल सेहो
अछिये। आइ सँ बरखे पूर्ब आहियो

Ajanta Officer

पृ८-६

सँ गामक वास शुरू भेल, तइ सँ पहिने सँ ~~कहियो~~ अनेको रंगक धर्मो आ धार्मिक सम्प्रदायो चलित आबि रहल अछि। जहिना ~~सिद्ध-सम्प्रदाय~~ सिद्ध-सम्प्रदायक सिद्धक भ्रमण सँ प्रभाव पड़ल, तहिना नाथ सम्प्रदायक प्रभाव नइ पड़ल सेहो बात नहियेँ अछि। तइ मे जखन बाजितपुर कैं बसब सइये-डेढ़ सय वर्ख माने चारिये पीढ़ी बीतल छल कि एक संग ~~कबीर~~ कबीर तुलसी, सूरदास इत्यादि-इत्यादि अनेको महामान्य अपन प्रभाव गाम-गाम सेहो छोड़ैत केलनि। जेकर असरि (असैर) बाजितपुर मे नइ भेल, सेहो केना नइ कहल जाएत। मुदा सब कथुक बावजूदो आपनो ~~जीवंतता~~ (एक सूत्रवत्) जीवंतता समाजक नइ अछि सेहो केना नइ कहल जाएत। आगि लगला पर (गाम मे कोनो घर मे) जाति-धर्म सब एकबद्ध भ' जाइ-ए, तैँ कि विआह-दानक ~~मे~~ गोत्र-सूत्र बउबद्ध नइ भै-ए सेहो केना नइ कहल जाएत। आब कहब जे रस्सा-कस्सी आ डोरा-डोरी ~~छोड़ू~~ ए केना एकबद्ध हएत। समाजकैँ ने अपन शक्तिक ~~के~~ आभास भ' रहल छनि आ ने अपन जिनगी समतल बनबैक दिशा। समाज माने मनुष्य ओहन शक्तिवान अछि जे अपना कैँ उद्धारो क' सकै-ए आ अनुघातो त करिते अछि। ~~आचारो बत बनिये सकैत-ए~~।

आन गाम जेकाँ बाजितपुर मे ~~नहि~~ जे सामाजिक बैसारक रूप बदलल-बदलल सन छल। आन गाम मे बैसारे समय मे माने सामाजिक बैसारक समय, मे कियो टेका खोलैत सुलबाहिक बहन्ना बनौ नइ उपस्थित हेता त कियो मडीस कैँ पाल खुआबै विदा होइ छथि। एते सचेत सतरकी बाजितपुर वला सब मे छलनिहेँ+जे समाजकैँ सिर प चढ़बैत सामाजिक संकल्पित रूप के महत्त दइते अछि।

ओना आइ सँ चारि साल पूर्व गामक मे कियो दुर्गापूजाक चर्चे गपे-सपे मे उठौलनि जे गाम मे पूजा हुअए। ~~मास~~ जइ गाम मे मास-मास दिन रामलीलाक भार गौँआ उठा सालेँ-साल देखैत छथि, जइ गाम मे दर्जनो अष्टयाम कीर्तन ~~आ~~ चौबीस घंटा (दिन-रातिक) होइ-ए जइ गाम मे एक पनरैहिया माने एक पक्ष भागवत कथा ~~भगवत पाठ~~ होइ-ए

पृष्ठ 6

तइ गाम मे दुर्गापूजा कोन आरंभ भेल। ओहुना त दसमी मे मानै शारदीय नवरात्रा मे घरे-घर पुजा पाठ लोक करिते छथि। भेल त एतबे ने जे ओ सम्मिलित रूप मान सामूहिक रूप मे हुअए।

सम्पन्न गाम बाजितपुर ए दुआरे बुझल जाएत अछि, जे चौबगली गाम सँ सब तरहेँ, जहिना किसानक जिनगी मे तहिना बौद्धिक जिनगी मे सेहो अगुआएल अछिये। जे बात बाजितपुर बला नीक जकाँ बुझै छथि। भेल त नाहि ए। हिसाबक गामक अगुआएल-पछुआएलक हिसाब अछि जे कते जमीन केहेन उपजा दइबला अछि आ ओकर पुरखा अछि। तहिना गाम मे पढ़ल-लिखल मानै शिक्षित हिसाब सँ, कते कोन गाममे अछि। छतीसो वर्ण सँ भेल जातिक वास भूमि छी बाजितपुर। कहब जे भावना धरि लोक छतीसे वर्णन चर्चे करै छथि तेहम तइ सँ भेल जाति केना फड़ल। जइ विचार मे छतीसे वर्ण फड़ल ओ बहिला भ' गेल, किअए त' केना फड़ैए से जे 'सवा लाखे...पिढि कैं विभाजन रेखा दितथि त दोसर रंग होइत। खैर जे अछि।

बाजितपुर मे हिन्दुओ छथि, मुसलमानो छथि, तइ संग एहनो त छथिये जे दुनू दिस छथि। आठ सय बरखक नमहर जिनगी मे गाम अपनो चेहरा देख रहल अछि आ आनो-आन गामक सेहो देखैत रहल अछि। अनेक जाति, अनेक धर्म, अनेक विचार, अनेक रास्ता रहितो बिचारपुर मे जाति-धर्मक कहियो तना-तनी नइ भेल। नइ होइक मुल कारण भेल अछि समाजक बीच बेवहारीक जिनगीक संबंध।

आइ धरि जते लोक, नाच-तमाशा होउ, एकठाम कोनो काजे एकत्रित भ' बैसला, तते आइ धरिक सामाजिक बैसार मे नइ भेल छल। तैँ कहब जे बैसार भेबे ने केल सेहो बात नहिये अछि। कहियो एगला बौद्धिक पानिक आशा सँ धारक मोँह बन्हैत बैसार होइ-छल, त कहियो धरक आपसी झगड़ाक। ओना टुकड़ा-टुकड़ी अनेको देवस्थलक पुजो-पा बैसार सेहो होइते छल। आबि रहल अछि।

तीन-चारि साल सँ दुर्गापूजाक गप-सपक चलि अबैत विचार समाजक परिवेश कैं एक मुहरी बनाउल बुझल छल, तैँ बैसार मे सहमत बनै मे देरी नहियेँ लगत, ई आशा सब समाजदार लोकक मन मे छलनिहेँ।

पृ०-७

एकसंयोग अछि जे सब टोलक लोक माने सब जाइतिक लोक
एकठाम बैसि समाज मे सामूहिक सामाजिक उत्सवक विचार करबा।
वाता-वरण मे गंभीरता छलैक। गंभीरताक कारण भेल जे सबकेँ
बैसारक विचार बुझल छलैन। जइ सँ सब किछु मे किछु विचार कइये लेल छल
जे सँ नइ रहैत त अनेरे ने कियो पुछितथि जे कियो पुछैत, कि भेलै, फल्लाँठाम। त कियो पुछैत रहितथि कि भेलए भेल
कनी होइरा के कहियौ। से सब मानल धरि नइ छल। मुदा लोक पानि
जेकाँ थोड़े अछि जे पोखरि वा इनार मे सेच-मेच छबकल रहैत। मनुख
त मनुख छी औ तें धारक धारा जेकाँ चलैबला छी। ओकर मनुक्खपन थोड़े बदलैबला अछि।
एक गोटे बजला - 'भाए, एबेर अल्लु खेती मे पौरुका
से बेसी खरचा भेल।'

अल्लु खेतीक नाओं सुनिते दोसर गोटे बाजल - 'छोड़
अल्लु-तल्लुक खेती, पौरुका सौंसे चौमास अल्लु रोपलौं
तेहेन पल्ला मारलक जे जे खाधा भेल से गेबे केलौं
जे सालभरि सँ पोसि कै जइ खेत कैं राखने छलौं ओ सेनो गेल आ उपजो त गेबे केलौं।'

तेसर बाजल - 'हौ जखैन कुऔं छइक जे हम सब जुऐंक (मौसमक)
पाशा पर बैसल छी, तखन हार कि जीत हेबे करत। तइ
लै कनबे करइ त के सुनतइ। सब जनिते छथि आ कहैत
करिते छथि जे - 'Indian Agriculture is a gamble of the
monsoon.' बैसारक शुरुहक प्रश्न यैह छल जे दुर्गापूजा गाम मे
हुअए नइ जे विचार करु।

'कियो थोपड़ी बजा त कियो हाथ उठा त कियो मुँहे सँ
हूँहकारी भरि बजला जे हुअए जरूर हुअए।
गामक मध्य इस्कूलक प्रांगण मे पूजा स्थल सेहो निर्धारित भेल।
आठे दिन कलशस्थापनकु दिन बाकी छल।
सात दिन आसिनक अन्हार बीति चुकल छल।
तैँ कान्हिये माटि लेबाक दिन तय भेल। दिन नेरागनक
विचार (माटि लइक) हटि गेल किअए त आठ दिनक बीच
दुर्गापूजा सन पर्व कैं स्थापित करब अछि। कोसी धारक
इमरजेंसी पुल जेकाँ हलाले हाथ लागि गेल।

एकमुहरी उत्साहक माहौल मे बैसार भेल। बैसारक उसार भेला पछाति एक टोलक लोक दोसर
टोलक लोकक बीच टुकड़ा-टुकड़ी बनि-बनि अपन-अपन
विचार उगालै लगला। खैर जे भेल, मुदा गाम एकठाम निश्चय

कथा - विचार भेद - विचारान्तर - पृ०-८

आजुक राति, माने दुर्गापूजा भैसारक राति, सन सुन्दर राति कहियो वाजिदपुरक नहि भेल छल। बेंट धुद्दा हँसुआ-खुरपी जँका कोनो कोनोघरक पछुआर मे फेकल रहै-ए त कोनो कोनचरक अगवास मे तहिना ने अपनो सबहक गाम अछि। जाति-जातिक बीच झगड़ा, झगड़ा किअए से अबन नहि, धर्म-धर्मक बीच झगड़ा, ई टोल उ टोलक झगड़ा, ई सम्प्रदाय उ सम्प्रदायक बीच झगड़ा, तहूँ संग पड़ोसिया बीच परोसपतक झगड़ा, त परिवारोमे पारिवारिक झगड़ा, त दुनू परानी मे स्त्री-पुरुषक झगड़ा, बेटा-बेटी संग बाप-माए, बेटा-बेटीक झगड़ा, एकरे ने कहियौ कि खुरपी कहियौ, चाहे कि बेंट धुद्दा हँसुआ-खुरपी कहियौ, बराबरिये ने भेल। मुद्दा सँ नहि वाजिद पुरक आजुक राति रासिआएल राति जँका भेल, स्त्री-पुरुष बीचक झगड़ा, भरि राति दुर्गापूजा क विचार मे मनरंजन करैत रहल तहिना सबहू परिवार मे, जेकर माने भेल जे जइ परिवार मे पत्नी-पत्नीक बीच सौहार्दपूर्ण जीवन छनि, ओ परिवार सँ आगू बढ़ि टोल-पड़ोसक बीचक मतभेद कें हटबैत गप-सप मे राति बितौलनि।

जेहू गामक समाज स्कजुत्री म' एक धार्मिक क्रियाक सूत्र-पात केलैन, ई एक नव परिवेशक सूत्रपात भेल। जखने समाजक सब एकठाम बैसि एक कदम आगू दिस बढ़ैक विचार मे सहमत भेला, पद्धति सम्मिलित हएत तखने समाजक दिशा निर्देश हएत। आइ धरिक जे एक-दोसरक आम उड़पैद जे प्रक्रिया रहल आ ओ उड़पनिहार कैना चुप-चाप बैसल रहि जाइत। ओहन विचारक लोकक बैसार सैंहो भरि राति चलैत रहल। कैकर अन्हार केकर इजोत माने केकर अन्हरिया (कृष्ण) परब (पक्ष) आ केकर इजोरिया (शुक्ल) परब, से के निर्णय करत। ओ त समाजे ने करैए सकै-ए। पुरानपंथी मात्र साम्प्रदायिके नहि आर्थिको) मइनधाना सब एकठाम म' दुर्गा बनबैक दोसर स्थान पर स्थापित कौ लै भोरहरबे, माने काल्हि समाजक बीच जे माटि लेबाक समय निर्धारित भेल छल, तइ सँ बहुत पहिने दु टा मइँच आ गोटि-पड़रा आरो लोक कें संग केने, मे माटि ल' स्थान

पृ०-९०

स्थापित क' लेलैन।

समाजसूत्र सँ अनभिज्ञ लोक, अपन विचारकेँ टुटैत स्थान (दुर्गास्थान) आ दोसर स्थान कैँ सृजित देखब विरोध स्वाभाविक छल। ~~विसेहे~~ विरोध भेल। गामक समाज अड़ि कैँ अपन विचार पर ठाढ़ भेला। गाम मे दु टा स्थान (दुर्गास्थान) स्थापित भ' गेल। ~~अइ सँ~~ पचास वर्ष ~~मेलोपरान्त~~ बीतलोपरान्त अवनो औहिना दु फाँक अछिये। ~~अछि~~। पीढ़ी बदैलत गेल मुदा विचार भेदक गिरह नहि खुजल।

समाप्त ४।१२।०१८

पा – अनचोकक अन्हार – पृ०-1

दू बजे राति, भोरक आगमन नइ भेल छल रहए। जीवू काका
ओछाइन सँ उठि लोटा-डोल नेने चापाकल (कल) पर पहुँच
दू बेर हेन्डिल चलौलनि कि बिजली गुम भऽ गेल। आदीक
अन्हरिया पखक
मासक अन्हारक चतुर्दशीक अन्हराएल-कजराएल अन्हार, एक
एक हाथ हेन्डिल पर रहनि से तँ जीवू काका अनुमान सँ बुझैत छला
जे चलौने (हाथ-चलौने) कल सँ पानि निकलत मुदा
दोसर हाथ जे खाली रहनि से हेरा गेलनि, हेरा ऐ गेलनि
जे इन्च-इन्च (इंच-इंच) नइ सुझने दोसर हाथे कते कि हएत। हाथे काज कि
ने डोल देखै दियै आ ने लोटा, जँ टपा-टोइया कऽ
कऽ माने टयोरि कऽ, तानिको छोड़ि तइयो ऐ हाथसँ आगू हेना बढ़त। जे भेटियो जाएत, तइओ जाएत केना।
रस्ते अन्हार अन्हार सँ अन्हरा गेल अछि। जइ सँ जेनो कारण
रस्ता
बाट मे रोड़ा बनि ठाढ़ अछि, कतौ ने कतौ ठेस होइत लगबे
करत आ ओंघरा कऽ खसबे करत। तैठाम अन्हार मे
पड़ि गेल छी
जे किछो खोजौं पुछड़ि नइ कऽ औत।

दू बजे राति मे जीवू काका कऽ ओछाइन पर सँ उठैकऽ
कारण अपन सोचक अनुकूल छनि। अपना ढंगे सोचै छथि
अपना हाथे-पएरे चलि कऽ जिनगी बितबै छथि। जइ सँ दोसरा
खुशामदे किएक एहि (अ) विसवासक संग जीबैत रहल छथि।
देशक स्वतंत्र नागरिक कहल जाइ-ए। जेकरा राजनीतिक भाषा मे गद्दीक सुख कहल जाइ-ए। जीवू काका
स्पष्ट सोच छनि जे खान-पानक जे नियम-कायदा
अछि ओ अपना जगह पर भलेँ नीक हुअए मुदा ओकर
नीकपन सबठाम काज दैत सेहो बात नहियेँ अछि। जखन
गाड़ी-सवारी सँ चलैक चलैन जोड़ पकड़ि लेलक अछि
तइ सेहो हम हटल छी, से तँ नहि छी गाड़ी छी
कतौ, टायर-ट्यूब फुफाटत तँ कतौ आगू-पाछुक सवारी
(गाड़ी) से टकराएत, बत कतौ कौनो
खाधियो मे खसि कऽ उनैट जाएत

Ajanta PRODUCTS Officer

पृ०- २

कल पर पानियोक आनै आ मुँहो- हाथ धोएक पछाति सँ जीवू काका गेल छैला। दरबज्जा, जेना जीवू काका रहै छथि तहिना से सए गज माने हुँ सब हाथक दूरी पर कल छनि।

कहब जे चार्वाक सन जखन जीवू काका छथि तखन ऐहेन लगरकट बिजली पर सौंसे माना आश्रित किअए भेला जाइ से ऐहेन फेर मे पड़ला। फेड मे पड़ैक कारण भेलनि एक दिस बिजलीक इजोत मे आँखि चौन्हिया गेलनि आ दोसर भकुआएल मने ओछाइन पर सँ उठले रहैथि। ओना बिजली पर आश्रितो छथि आ नहियो छथि। बिजलीक अतिरिक्त सेहो अपन इजोतक ओरियान केने छथि, मुदा से अनचोके मे छुटि गेलनि। फेर कहब जे जखन जीवू काका अपन जिनगी अपना हाथ मे नेने चलै छथि तखन ओछाइन पर सँ उठला पछाति भकुआएल किअए रहला? ओना जीवू काका ऐ बात कें नीक जेकाँ बुझै छथि जे लोक भकुआइ-ए नीन टुटला पछाति। नीनो त नीन छी, कोनो पकला पछाति टुटै ए त कोनो आम जेकाँ कोनाएल- डम्हाइले मे टुटै ए तँ कोनो सोलहनी काँचे मे टुटि जाइ-ए। जे जते काँच मे टुटल ओ ओते भूत बनि लगि भकुआने रहैत छथि। मुदा से जीवू काका कें नहि भेलनि। जीवू काका जनै छथि जे रावणी जिनगीक सहोदरे भाए कुम्भकर्ण सेहो छी, बिना ओकरा मारने रावणी जिनगी रामी जिनगी नइ बनत, मुदा ओकरा जानो सँ मारि देने तँ काजो नहियेँ चलत तेँ ओकरा अधमरू करि कें छोड़ि देने अछि, से केने छथि।

एक हाथे कलक हेन्डिल पकड़ने, दोसर खाली हाथ अन्हार मे बौआएत, जीवू काकाक मनक मे जेना अनचोके मे कजरिआएल इजोत छिटकलनि। कारिख से काजर बनै ए, आ काजर कें लोक आँखि मे ए दुआरे लगबै-ए जे आँखि मे एक चमक सेहो होइ-ए। जेना जेकरा पनीला से आँखिक चमकी जगै-ए, तहिना

पृ०-४

काका कें कुअरिआएल अन्हार मे सैंहैं गेलाह।

जीबू काकाकें विचार मे कुअरिआएल चमकी जगेते जेना भक्क खुजलनि। नइ सँ चलैं ओकर रस्ता फड़िच बुझि पड़ै लगलनि। अपन कोठरी मे आबि अपन भोरक क्रिया-कलाप मे लागि गेला।

पौने तीन बजि गेल, भोरुका चौँहरी जगि गेल। अपन मरीस कालिह साँझे सँ उठि गेल छल, मुदा अबैत अन्हार माने राति, कैँ देख मरीस कैँ पाल दिअबै नइ गेलौं। मन मे-विचारि लेलौं जे जखने भोरक आगमन हएत तखने विदा हएब। सैह केलौं। मरीस कैँ छोड़ लगा पीठ पर चाँढ़ि हैइत-हैइत चलैत विदा भेलौं। जीबू काका जगले छथि, कोठरी सँ निकलि रस्ता पर आबि कहलनि- 'हमरे जेकाँ तोरो कपार छह।'

जीबू काका बेसी काल चिक्कारी (अलंकारिक भाषा) मे बजै छथि, तैँ धाँए दे किछु ने बजलौं। एतबे कहलनि- 'काका जेँ अहीं सन कपार हमरो भ जाइत तँ अही जेकाँ ने हमहूँ आबन ओछाइन पर बैसल (बैसल) रहितौं।'

जीबू काका अपन विचार कैँ समटैत बजला- 'आइये रातिक बात सुनबै चाहलियह।' चाह लिअ।

आब कहू जे ऐहन होए जे काज छोड़ि गप-सप सुनितौं, मुदो सँ जीबू काका कैँ कहबानि केना। एतबे कहलएनि- 'काका, अपना नाचे सब नचबो करै-ए आ अपने देखबो करै-ए।'

नहला पर दहला फेकैत जीबू काका बजला- 'सबके सब नचबो करै-ए आ सबकैँ सब देखबो करिते अछि।'

कहलिएनि- 'पाल खुआ अबै छी तखन निचेन सँ सब गप करब।' आबन जाए दिअ।

गोष्ठी- १६-८-०१८

कथा - हारि केना मानब। पृ० - 9

शारदीय नवरात्रा (आसीनक दुर्गापूजा) चारि दिन पहिने समाप्त भ' गेल, काल्हि पुरनिमा (पुर्णिमा) छी। सुभ्यस्त समय रहने नवरात्रा धुम-धाम सँ सम्पन्न भेल। सूर्यास्त भ' गेल ब्रह्माजी गायित्री-जप शुरू ऐ दुआरे नहि कैने छेला जे इन्द्रासन सन सँ कौलुका भारक आदेशपत्र नहि आएल छलनि।

सूर्यास्त होइते, होइते किअए ताहू सँ पहिने चान (चन्द्रमा) आकाश मे बिन ज्योतियोक उगल छल। ई, एते जरूर भेल जे सूर्यास्त होएते मनोंकरंग आ रंगोक मन मे ब्रह्माजीके लालिमा बढ़ जरूर लगल छलनि। ताहू मे आइ चतुरदशीक (चतुर्दशीक) चान छी। होइतो एहिना छै जे 'उगो चान कि लपकी पुआ'। येह चान ने भोरक सीमा पर पहुँचते पुर्णिमाक (पुर्णिमाक) बनै लगत, आ साँझ होइते पुर्णिमाक (पुरनिमाक) रंग-रूप मे आएत। जे बारहो चान सँ, धवल-चवल, शीतल, शीतचरक संग कोजगराक कौड़ी पाशा (पचीसी) पर बैसल जुआरी सभकेँ सेहो केकरो हँसैबो आत त केकरो कनैबो त जरूर कावै आत। खैर जे आत, ओकर राति छियै जे मन फुड़ते, जेना मन फुड़ते तेना अपन आत। नड़टे नाचह आ कि नाड़ंगा बनि नाचह, से ओ जानय।

ब्रह्माजी ऐ दुआरे गायित्री-बंधन नहि कए पबै छेला जे अपन ब्रह्म मुहुर्तक हिसाब नहि मिलि रहल छलनि। ओ हिसाब छी, आजुक जिनगीक विसर्जन क्रियाक काल्हुक क्रिया मे जोड़ि एकसूत्रता बनाएब। तही बीच इन्द्रासनक सिपाही आबि, एकटा चिट्ठी हाथ मे थम्हा, नमस्कार कैत विदा भ' गेल। चिट्ठी उनटा जखन ब्रह्माजी देखलनि त पहिने हँसी लगलनि मुदा राज्यादेश (शासनक आदेश) मानि राजपत्रक फाइल मे रखलनि। फाइल कैं पुन: उनटा चिट्ठी निकालि पुन: पढ़लनि। लिखल अछि - 'एहेन मनुखक निर्माण करैक अछि, जे आजुक अनुकूल हुअए।'

आइक दिन केहेन छल आ काल्हि दिन केहेन बनत इ विचार असकरे मे ब्रह्माजीक नहि फुरलनि। तेकर कारण इ नहि जे ब्रह्माजी विवेकवान नहि छथि। ठीक-ठीक (सोलह आना)



विद्धी सुनि सब कियो गुम्मा-गुम्मी भ' विचार करै लगला जे युग सापेक्ष मनुख बनै आ कि मनुख सापेक्ष युग बनै, आजुक मनुखक मुख्य रूप छी। ओना ब्रह्माजी मने-मने मने मे रखने नेने छैला। मुदा युगक प्रभाव त देखबे छैला जे परिवार मे बेटी माए-बाप कैं कहै-ए जे तूं हमर कि केलहु? जौं पुतोहु ऐहन बजै त उचित छै, ओकर सेवा ओकर माए-बाप केलकै। शिक्षान्त भेटा पद्धति हमरो घर आएल। मुदा बेटी जौं ऐहन बजै-ए तै जरूर कोनो बाल विद्यालयक कोचिंगक पढ़ाइक छी है। सत्तरह बापूतक छी सत्तरह रंगक कोचिंग अछिये जइ मे सत्तरह रंगक मनुखो बनबे करत।

आँखिक इसारो सँ ब्रह्माजी इमनदार भाए कैं पुछलनि—जेना इसारे सँ इमनदार भाए विचारैत आएल छैला कि की चौथ द' उठि कैं ठाढ़ भ' बजला—आइ धरिक इतिहास मे छोट-पैघ लगा कै चौदह हजार लड़ाइ भेल अछि, ओ भेल अछि कहियो देव-दानव कहि त कहियो रक्षा (रक्षा) राक्षस कहि। ई भेल अतीत, आगू अछि भविस आ बीच मे अछि वर्तमान।'

इमनदार भाएक बात सुनि धर्मनाथक मन चुनिआएल मन कनी-कनी चुनियालगल। जइ सँ मनक तामस मे मोंमपन एलै। बजला—' अतीत भेल बेतीत आ बेतीत सँ जे अपरतीत भेल सँ भेल प्रीतक पूर्व अवस्था। तही बीच नारद बाबा वीणा नेने, बिनु समादे पहुँच गेला। परिवारो मे एहिना छैइ-ए जे जौं कोनो विचार करै वैसब आ जौं कियो बाहरी लोक आबि गेला त पहिनै इनकर विचार सब सुनिते छी।

ब्रह्माजी नारद बाबा कैं करलनि-भने अहाँ आबिये गेलौं। अहीं भाग हमरा परिवारक। देश-दुनियाँक कि हाल अछि।'

नारदबाबा पहिनै वीणाक तरक कनेठी द' कैं ठीक केलनि। किअए त मन मे उठि गेल छलनि, हाथ मे वीणा अछि, कौन वीणा छी, मुँह सँ फुकैवला सपहरिया सवह छी, आ कि सरस्वतीक दिअनि। सारस्वतक मन

कथा - हारि केना मानब - पृ० ५

रहितो असारतत्व कतऽ सँ आबि जाइ-ए। नारद बाबा अपन विचार मंथन जे कऽ लगला तइ सँ वीणोक हाथ रुकि गेलनि आ मुँहक वाणी सेहो धाती (छिपाली) धऽ लेलकनि, जइ सँ पुछला पश्चातिओ (ब्रह्माजीक) नारदबाबाक मुँह बन्ने रहलनि। नारदबाबा कैं चुप देख बुधिनाथ हुसकी दइत बजला- 'बाबा, तीनू भुवन सँ टहलि-बुलि, देख-सुनि एलौ हेन, आ तइओ मुँह....?'

ओना बुधिनाथक इशारा नारदबाबा बुझि गेला मुदा बुधियार लेल इहो त आफत (आफद) अछिये जे नीको बात कि विचारकेँ सब ठाम नइ बाजल जाइ-ए। अपन दिन-दुनियाँ देखैत नारदबाबा बजला- 'बौआ, पेट मे विचारक पहरि ठहल अछि जइ सँ बजै ले मन तनफनाइ-ए मुदा मुदा अपन झारक मारल.... ! लोक लोक लग मे बजबो केना करत?'

ओना ब्रह्माजी नारदबाबाक विचार सुनि मुस्की मारैत हुसकी दइ देला मुदा विवेकानन नजरि बुधिनाथ पर टिकल छल आ धर्मदेवक इमनदार भाए पर, जइ सँ नारदबाबक बात कियो ने सुनबे केलनि आ ने बुझबे केलनि। जहिना एकटा ऋृषि अपन इमान कैं धरम बुझि सतक बाट धेने चलैत देला। एकटा शिकारी एकटा गाय कैं खेहारने अबै छल। गाइयक दशा देख हुनका दयाक सागर उमड़ि गेलनि। जान बचौने गाय पड़ाएल जाए छल। रस्ताक ओझल सँ आ कि बोन-झाड़क ओझल सँ गाय शिकारीक नजरि सँ ओझल भऽ गेल। ओ (शिकारी) ऋृषि लग मे आबि गाइयक जानकारीक बात पुछलकनि। स्पष्ट शब्द मे ओ ऋृषि जवाब देलकनि जे जे देखलक से बाजत नहि आ जे बाजत से देखलक नहि, तहिना भैया चुपा-चुपी देख इमानदार भाए बजला- 'बाबा, से कि बाबा?'

अपन मजबूरी सँ बेबस भेल नारदबाबा बजला- 'बौआ बात-बोध सँ कौनो विचार छिपाएब पाप छी। तैं तोड़ा सब सँ किछु नै छिपैबइ।'

Ajanta Officer

पृ० 6

ओना 'बहुजन हिताइ' आ 'सबजन हिताइक' भाँज मे चारू गोरे,
- इमनदार भाए, धर्मदेव, बुधिनाथ आ बिबेकानन्द ओंकरा गेला।
अपने-अपने मने- मन विचारै लागला मुदा ब्रह्माजी बुझि गेला मने
मन मुस्की मारै लागला। सब अपने-अपने विचार मे तेना
फँसि गेला जे बकता कियो रहबे ने केला। जइ सँ
चुपा-चुपी पसरि गेला ब्रह्माजीक मन मे भेलनि जे ऐना
जँ कोनो विचार कौ बैसल आ कियो बजनिहारे ने हेता
तखन विचार कि हएत? नारदबाबा कैँ चरिअबैत बजला-
'नारदजी, इन्द्रासन सँ आदेशपत्र आएल अछि, जे आजुक
मनुख निरमबैक, तइ मे ...?'

नारदबाबाक मन दुनू दृष्टि सँ करुआएल (करुआएल)
छलनि, पहिल- चलैत- चलैत तते थाकि गेल छला जे मन
करुआ गेल छलनि। दोसर, तीनू भुवनक चालि- चलनिक बेवहार
देख मन तेना अगियागेल छलनि जे विचार करिया गेल छलनि। ओही करिआएल मनक बीच ब्रह्माजीक प्रश्न
छलनि। बजला - 'आजुक जेहेन दुनिया अछि तइ मे सबसँ
उत्तम कौटिक निर्माण (मनुखक निर्माण) ओ हएत जे निर्माणार्थीक
(जेकर निर्माण करब) पूँजी (जड़ि) अनुकूल माने गरीबी मे नेपाली ठर्रा आ अमीरी मे कनाडियन रसक दारू पीया
मोटर साइकिलक सवारी पर चढ़ा, एक हाथ मे मोबाइल
आ दोसर हाथ मे सिगरेट चढ़ा, सवारीक हैन्डिल
कैँ दुनू हाथे छोड़ि, अन्हा- गाहीस बाट पर चलाएब नीक
निर्माण हएत।'

ब्रह्माजी बुझि गेला जे नारदजी खिशिया कैँ विचार
देलनि। ओना हुनको विचार कैँ सोलहो आना नहियोँ
मानब सेहो नीक नहिये हएत। किअए त अपने ने बैसल-
बैसल निरमबै छी, मुदा नारदजी तँ तीनू भुवनकेँ घटहिलि
बुलि देखै छथि तैँ देखलाह बजला अछि। अपन
विचार कैँ बेवहारिक बना ब्रह्माजी बजला-
नारदजी, अहाँ विचार सँ सहमत छी तैँ समर्थन
करै छी, मुदा, एहेन मनुखक सँ ते जग-हँसार
हएत। किछु छी ते जबाव देही मे छी कि ने?'
ब्रह्माजीक विचार सुनि नारदजी अपन नामस ...

पृ.-८

कैं मनेँ मन चोरैं ~~मने-मे दबे~~ लगला। मुदा जहिना डुमैबला वस्तु पानि मे जाइते डूमि जाइ-ए आ बिनु डूमैबला अथाहो पानि मे अलगे रहै-ए, तहिना नारद बाबाक मन मे ठेहत रहनि। अपन पल्ला (पाला) झाड़ैत बजला- 'लोको कि लोक छी, जहिना बिनु सींग-सींगहौटीक अछि तहिना बिनु नाङरि-पुछड़ीक सेहो त अछिये, ~~जहिना~~ तेहने--?

ब्रह्माजी बजला- 'बदनामी हएत?'

नारदजी बजला- ~~बदनामी~~ 'जे बदनाम भेल ओ त अपने बदनाम अछि, तखन बदनामीक लाज केकरा हएत? हमरे कियो पद्धति कर्ता कहै-ए आ कियो घर-जरौन, तेकरा हम कि करबै।'

ब्रह्माजी कैं नारदजीक विचार जेना जँचलनि, ~~तहिना मन खुश~~ जँचिते मन मे खुशी उपकलैन जइ सँ मुँह मुस्किएलनि। मुस्की दैत बजला- 'तखन?'

'तखन कि, अहीं कैं लोक कि कहै-ए से बैसल-बैसल बुझबै, कियो बेइमान कहै-ए आ कियो नशाबाज।'

'से केना?'

'जेकरा घर मे बेटीक बीहि अबै-ए ओ बेइमान कहै-ए आ जेकरा बुधि-~~बौफिया~~ भसिया जाइ छै ओ ~~~~ भँगपीबा कहै-ए।'

'ऐ मे हमर कोन दोख।'

'से अपना मने बुझने हएत। बजबै जे भाए, हम त दुनियाँक नजैर मे नर-नारीक सृजन करै-छी, तहिना बुधि-विवेकक सेहो करै छी। तइ से लोक मानत। ओ थोड़े बुझत जे मकान (घर) बनौनिहार कें त पहुँच गेल, मुदा केतो सीमेंट कम रहल आ कि बालुए कम रहल, तइ दुआरे मकान बनौनिहार कामै हएत। ओ त कमो-बेसी करि कें मशाला तैयार कइये लेत।'

ब्रह्माजी- 'तखन?'

नारदजी- 'तखन यैह जे, जे कतौ बदनामी हएत त कहबै जे ~~भाँग पीब~~ भाँग कनी बेसी पीया गेल। तैं हारि थोड़े मानि लेब।'

समाप्त
२।११।०१८

पृ०-2

किछु बजला ?'

पत्नी बजली - 'रस्ते-रस्ती बजैत गेला जे ऐम्हरें होएत उदयलाल होएत घर पर जाएब।'

मन मे भेल जे साँझुक पहिल पहरक पुजा लक्ष्मीपुजा छी तखन जे अनेरे गप-सप मे समय गमा लेब तखन समय पर ~~नहि~~ पहुँच कैना पाएब। मुँह बन्न कोने अपन साँझुक नियमित क्रिया कैं अपनबैं ~~बिदा होइ~~ मुड़िते रही कि रस्ता पर अबैत उदयलाल पर नजरि पड़ल। जखन कान मे आबि गेल जे कृष्णदेव भाए, लक्ष्मीपुजाक इकारक माद बिऐनाम सँ उदयलालक ऐनाक बिदा भेला, तखन जँ हम कृष्णदेव भाएक सेती इकारक जानकारी द' देबइ त' ओ दुनू सिरे नै ~~लाभ भेल~~ नीक हएत। ~~[illegible]~~

बजलौं - 'उदयलाल, कृष्णदेव भाए ऐनाम आने साल जेँका लक्ष्मीपुजा छिअनि, ~~ओत~~ इकार छइ। पहिल साँझक पूजा छी तेँ समय पर पहुँचै लै आबन बेसी गप-सप नहि करइ। तोहूँ तैयार हुअ गे, हमहूँ तैयार होइ छी। ओतै निचेन सँ गप-सप करब।'

ओना उदयलाल मजकिया लोक छथि, तेँ ओकरो अपन भावनाक संग भावलोकक भवन छइहे। कठिन सँ कठिन आ गंभीर सँ गंभीर ~~छइहे। किअए त गंभीर सँ गंभीर विचार कें मजाक मजाक मे~~ विचार कें मजाक-मजाक मे उड़ाइयो दइ-ए आ पुराइयो त' दइते छथि। उदयलाल अगुताएले मे बाजल - 'परसाद मे पाने-मखान टा बँटता आ कि नवको ~~कोनो~~ किछु बँटता।'

उदयलालक बात सुनि नहला पर दहला फेकब ~~चालब~~ आ बीबीक संग बादशाहक जोड़ा लगाएब नीक नहि बुझि चुपे रहलौं। हमर चुपी देखब आ कि अपन मन मे ~~उद्गार~~ उदयलाल कैँ उद्गार रहै से त' ओइह जाने मुदा फेर बाजल - भाए सहाएब, पग-पग पोखैर कैँ जहिना कमला-कोशी खेलक आ पान-मखान के परवासी भाए खेलानि, तहिना आब एकरा ~~आब एकरा~~ किताबे-कैसेट मे रहए दिऔ।'

ओना मन मे भेल जे बाजी - 'किताबो पढ़निहार कि आब छथि आब त' कैसेट सँ बेसी लोक पढ़ै-ए। जेना, शब्दकोष जइ सँ एते त' लाभ भेबे कैल जे मिथिलाक शब्द मे अंग्रेजीक आदि बढ़बे केलै अछि।' मुदा फेर भेल जे जखने किछु बाजब कि ओ फेर तेसर बात चालि देत। तेँ चुप्पे रहलौं। ओना उदयलाल कैँ समैक पाबंदी (पैबंदी) नइ छथि मुदा काजक पैबंदी रहने जिनगीक गाड़ीक गति ~~कमजोर~~ असमसीर दइहे।

पृष्ठ- ४

संजोग बनल उदयलाल बाजल- पाँच मिनट मे तोंहु तैयार भ-जा आ हमहु तैयार भ' जाएब। मुदा तैयार भेला पद्धति हम तोहर रस्ता नइ तकबह। सोंझे कृष्णदेव भाए ऐठाम ~~विदा हैब~~। 'चलि जेबह।'

ओना उदयलालक समयक बान्ह ओते सक्कत नइ बुझि पड़ल, मुदा संजोगो त संजोग छी। जँ कियो ओकरा रस्ता मे एतबो पुछनिहार भ' जाए जे भाए, बड़ अगुताएल देखै छिअ, तेकर जबाब ओ आबन तक देत तेकर ठीक नहि छै तैँ बान्ह हल्लुक बुझि पड़ल। मुदा जँ कियो नइ भेटतै त जहिना बाजल तहिना ओ आगु बढ़ि कृष्णदेव भाएक दरबज्जा प पहुँचते दरबारी (घरवाही) बनि बोकिऐबो किनै। नइ कात सेहो बात नहिये अछि।

पत्नियो सब बात सुनि मने-मन अपनो काजक (कियाक) आ हमरो काजक गोरा-गपसा बैसाइये नैने हेती। जँ किछु अवरोध मनमे होएतनि त बजबे करितथि से किछु नहि आबन धरि बजली। एकर स्पष्ट माने येह ने भेल कृष्णदेव भाए ऐठाम समय प पहुँचबक आदेश दइये देलनि।

जहिना पाँच मिनटक समय उदयलाल देने छल तहिना तैयार भ' घर सँ निकललौं। ~~उदयलाल~~ ओना कहब जे उदयलालक घर कृष्णदेव भाएक घर सँ लग अछि तैँ पहिने पहुँचत, सेहो बात नहिये अछि। किअए त जते समय हमरा ऐठाम सँ उदयलाल कैं जेबाकाल लागत ततबे समय ने हमरो जाए मे लागत। मुदा समय त ओइ सँ पहिने निर्धारित भ' गेल, तैँ मोटा-मोटी दुनू गोरे कैं एकै रंग समय भेटल।

जहिना कृष्णदेव भाए ऐठाम हम पहुँचलौं तहिना उदयलालो पहुँचल। दरबज्जा पर पहुँचै सँ पहिले दुनू गोरेक भेंटो भ' गेल। संगे दुनू गोरे दरबज्जाक अगनेय मे प्रवेश केलौं। कृष्णदेव भाए कैं देखलऐनि जे दुनू परानी हल-चल, हल-चल कऽ रहला अछि। ओइ हलचली मे दुनू परानी मे सँ किनको नजरि हमरा दुनू गोरे पर नहि पड़लनि।

दिवाली कथा — दिवालीक दीप — पृ० - ५

ओना अपना कुर्सि पड़ल जे दुनू परानी कृष्णदेव भाएक नजरि नहि पड़ल। मुदा उनुका मन मे इहो भेल जे सबकेँ अपन-अपन नजरिओ संग आँखियो त अछिये। जइ सँ सोलहनी इहो मानि लेब जे हुनका (कृष्णदेव भाए) नजरि नइ पड़लनि सेहो केना मानब? आँखि रहितो कियो चश्मा लगा दैत छै आ कियो बिनु चश्मेक ओकरा सँ बेसी देखैत छै। मन असमंजस मे पड़िये गेल। मुदा तइ बीचे मे उदयलाल बाजल - 'गौरी भाए, भरिसक कृष्णदेव भाएक नजरि अपना सब पर नइ पड़लनि।'

बजलौं - 'केना बुझै छहक?'

उदयलाल बाजल - 'जहिना अपना सब हुनका भेलियै तहिना ने कृष्णदेवो भाए हुनका भेला। जँ कनियो नजरि पड़ल रहितनि त ओ जरूर किछु ने किछु करितथि।'

उदयलालक विचार सुनि अपनो मने मानि गेल। फेर भेल जे कृष्णदेव भाए कारबारी छथि हुनका नजरि नहि पड़लनि मुदा अपनो दुनू गोरे त समाजक संग हकरियो छी, तखन किअए ने अपन हाजिरी (उपस्थिति) हुनका लग दर्ज करा ली। बजलौं - 'उदयलाल, अपना सब आनि कँ कतौ चुपेचाप बैस जाएब सेहो नीक नइ हएत, तेँ अपन उपस्थिति दर्ज करा लाए।'

उदयलालोक विचार मन मे सेहो विचार ठीक रहल छलै, स्वीकारैत बाजल - 'कृष्णदेव भाए लग चलि कँ चेहरा देखा देला पछाति कतौ बैसि कँ गप-सप करब।'

आगू बढ़ि कृष्णदेव भाए लग पहुँचलौं। उदयलाल तइ बीचे मे बाजल - 'भौजी (कृष्णदेवक पत्नी) भाए साहएब (कृष्णदेव भाए) अ हाथी चढ़ि अहाँ गोर पुजने छी जे भौजी सन संगी हाथ लागल।'

ओना कृष्णदेव भाए पत्नी दिसि तकलखिन मुदा मुँह सँ किछु बकार नहि फुटलनि। बजलौं - 'भाए, कते काज पछुआएल अछि।'

कृष्णदेव भाए बजला - 'समयानुसार काज अपन रस्ते पर अछि, मुदा सूर्यास्तो होइ मे दू-चारि मिनट बाकी अछिये।'

Ajanta Officer

पृ०- ६५

उदयलाल बाजल - भाए सहाएब, ऐनाम हमरा सबकेँ रहैत अहूँ दुनू परानी केँ काज मे (पूजाक तैयारी मे) विघ्नुत हएत आ हमरो दुनू गोरे केँ शर्म हएत जे जेठ भ' क' कृष्णदेव भाए दुनू परानी खाटि रहल छथि आ हम सब ठाढ़ भेल मुँह देखै छी।'

कृष्णदेव भाए बजला -' तोहर कि विचार ?

उदयलाल बाजल -' अहाँ, दुनू परानी अपन पूजाक तैयारी करु आ हम दुनू गोरे दुआर (गेट) पर बैस हकरिया सबहक आगवानी करब।'

कृष्णदेव भाए किछु ने बजला। बुझि गेलौं जे आदेश भेँट गेल। दुनू गोरे अगनेयक (दरबज्जाक आंगन) मे कुरसी पर बैस गप-सप करै विचार केलौं। ओना गप-सपक क्रम मे उदयलाल कबनो-काल फुफुआन जेँका बुझि पड़ैए मुदा वास्तव मे ओ गहिंरगरो अछि गंभीरगरो त अछिये। बजैक ढंग ओ बदलने अछि। सदि-काल हँसि-हँसि बजनो करै-ए आ गंभीर-सँ गंभीर विषय केँ हँसियेः मे उड़ाइयो दइ ए आ पुराइयो त दइते अछि।

सुर्यास्त भेल। बिजलीक इजोत सँ सौंसे जगमगा गेल। कृष्णदेव भाए सेहो घर-आंगन मे बिजली लगौनहि छथि। तइ मे आइ बेसी ओरियान सेहो कैनाइ छथि (केने छथि), बजलौं -' उदय, बुधि बपजेठ होइ-ए। भलें तूँ उमेर मे छोट छह मुदा तूँ बहुत होशियार छह। लोक सभ मे हँसि-हँसि केँ बाजि लइ छअ, मुदा---?'

मुदा सुनि उदयलाल जेना एकाएक गंभीर भ' गेल, जेना ओकर गंभीरता हृदय सँ ऊपर आबि गेल होए, अहिना धरती मे गंभीरता ऐनाः ओकर सृजनशक्ति एते क्रियाशील भ' जाइ-ए जे ओइ मे आँगक बीआ छीटू आ कि बधुआक, ओ बड़बड़ा केँ जनमि जाइ-ए बाजि उदयलाल मे सेहो बुझि पड़ल। उदयलाल बाजल बाजि छथि, किछु ने मुदा अहिना करिमाएल मे रहल अछि घसमुद्र मे लचैक अपन संगी (समुद्र सँ उठैत बादल) पकड़ि संगे

पृष्ठ-८

अछियै। उदयलालेक स्वर मे अपनो स्वर मिलबैत बजलौ-
हँ, से त कहिते अछि।'

उदयलाल बाजल- कातिक, किसानी जिनगीक ओ मास छी, आबनो अछि आ पहिने त सोलहनी छल, जे बरसातक बिभिषिका सँ तुरत-तुरत उबड़ल [हुए]। बिभिषिकाक अनेक रूप मे घटैत, कतौ धार-धुर इलाका मे धारक कटनिया कऽ-ए त कतौ अन्हर-तूफानक संग झटबाहि कऽ-ए जेकर संग, चीज-वस्तुक क्षति कऽ-ए त, कतौ बाढ़ि बाढ़ि गामक-गाम कें मेटा दइ-ए, इत्यादि-इत्यादि। तेँ कातिक कें दू देबर भारी मास मानल गेल अछि। ओहुना फसलक उपजक हिसाब सँ सेहो-चैतिक रब्बी-खरीफक पद्धति उपजक सालक आठम मासक दुरी मे सेहो अछिये।'

तइ बीच कृष्णदेव भाए सेहो आंगन मे आबि बजला -' पुजाक समय भऽ' गेल, तेँ अहूँ सब तैयार भऽ' जाउ। जखने हम शंख फुकब कि अहाँ सब देवस्थल पर पहुँच जाएब।'

ओना उदयलालक मन मे रहबे करै जे कृष्णदेव भाए ऐठामक पुजा मे शामिल होइ ले एलौ हेँ, तँ ओ अपना उनकर कन्चिकल्प छैमति बिहिते (बिहीतें) जे करता. हम सब तइ मे ने पाछु-पाछु संग पुरबनि।

बजैक क्रम मे उदयलाल मस्त सँ झुमि रहल छल, जहिना संगीतक अंतिम मोड़ पर ऐला पद्धति संगीतज्ञ झुमै लगै-ए तहिना। मुदा कृष्णदेव भाएक वाणीक अंतिम लड़ीक-कड़ी जोड़ि उदयलाल बाजल-' ओहुके पनरहम दिन कातिकक पुरणिमा छी हएत, जइ दिन कातिक अपन अंतिम सीमा पर पहुँच भाए-बहीनिक पावनि सामा-चकेबा कऽ त अगहन दिस (धानक मास धान-धन) अग्रसर हएत।

उदयलालक मुँहक मिठगर बोल सुनि-सुनि मन मे जेना मीठ-मीठ सुआद अबै लगल। ओना मन मे इहो होइत रहै जे कहीं बीचे मे कृष्णदेव भाए ने शंख फुकि दथि जइ सँ आगुक विचारक बाटे ने रुकि जाए। उदयलाल मने-मन छिकिया लेलक जे आबे कृष्णदेव भाए शंख फुकैक सुर-सार करत तइ बीचे मे अपन विचार कें सीमा पर पहुँचा देब। बीचे मे बजा गेल-
' उदयलाल, आइ त अनहरिये पखक (पक्षक) ने पावनि छी



## परिचय : पाण्डुलिपिकार

नाओं : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, जन्म : 5 जुलाई 1947, बेरमा, जिला- मधुबनी (बिहार)

शिक्षा : एम.ए. द्वय (हिन्दी, राजनीति शास्त्र)

जीविकोपार्जन : कृषि (मुख्यत: तरकारी खेती)

सम्मान/पुरस्कार : 'विदेह सम्मान', 'विदेह भाषा सम्मान', 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड', 'वैदेह सम्मान', 'यात्री सम्मान', 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार' तथा 'कौशिकी साहित्य सम्मान'सँ सम्मानित/पुरस्कृत।

साहित्य लेखन : 2001 ईस्वीक पछाइतसँ...।

**रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर- नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक- लघु कथा संग्रह।



## परिचय : सङ्कलन कर्त्ता

**नाओं : उमेश मण्डल- जन्म :** 31 दिसम्बर 1980, बेरमा, जिला- मधुबनी (बिहार)

**शिक्षा :** प्रारम्भिम शिक्षा ग्रामीण माहौलमे। बी.ए.- एल.एन.जे. कॉलेज- झंझारपुर (मिथिला विश्वविद्यालय, दरभंगा)। एम.ए. (मैथिली), बी.आर. अम्बेदकर बिहार विश्व विद्यालय- मुजफ्फरपुर। राष्ट्रीय पात्रता परीक्षा (UGC NET- June: 2015), **प्रकाशित रचना :** निश्तुकी (पद्य संग्रह), संस्कार गीत, विध-बेवहार गीत आ गीतनाद (मिथिलाक सभ जाति-धर्मक लोकमे प्रयुक्त मैथिली लोकगीतक पहिल संकलन), मिथिलाक जीव-जन्तु/वनस्पति और जिनगी'क डिजिटल सचित्र ऑनलाइन संस्करण, मिथिलाक सभ जाति-धर्मक लोकमे प्रयुक्त लोकगीतक रेकार्डेड ऑनलाइन ऑडियो और वीडियो डिजिटल संकलन। **सह सम्पादक :** विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका एवम् विदेह-सदेह पत्रिका- ISSN 2229-547X VIDEHA. संग सम्पादन : (1.) विदेह मैथिली विहनि कथा (विदेह-सदेह- 5), (2.) विदेह मैथिली लघुकथा (विदेह-सदेह- 6), (3.) विदेह मैथिली पद्य (विदेह-सदेह- 7), (4.) विदेह मैथिली नाट्य उत्सव (विदेह-सदेह- 8), (5.) विदेह मैथिली शिशु उत्सव (विदेह-सदेह- 9), (6.) विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना (विदेह-सदेह- 10) **सम्पर्क-** तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड न. 06, निर्मली, पिन- 847452, जिला- सुपौल।

***उपरोक्त पोथीसभक e-version videha.co.in आ pothi.com परसँ download कएल जा सकैत अछि।***

₹ 500




पल्लवी प्रकाशन
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

